ISBN : 978-93-80538-10-5
Price Rs.250/-
US $ 40 (for abroad)



पहिल संस्करण : 2009

**श्रुति प्रकाशन**

रजिस्टर्ड ऑफिस : ८/२१, भूतल, न्यू राजेन्द्र नगर,
नई दिल्ली-११०००८.
दूरभाष-(०११) २५८८९६५६-५८ फैक्स-(०११)२५८८९६५७
Website :http ://www.shruti-publication.com
e-mail : shruti.publication@shruti-publication.com

*Printed at :* Ajay Arts, Delhi-110002

*Distributor :*
AJAY ARTS
4393/4A, Ist Floor, Ansari Road, Darya Ganj, New Delhi-110002.
Telephone : 2328-8341, 4362-8341

JINGIK JEET by Shri Jagdish Prasad Mandal
a Novel in Maithili Language

समर्पित

*मिथिलाक वृन्दावनसँ लऽ कऽ बालुक ढेरपर*

*बैसल फुलवाड़ी लगौनिहारकेँ*

सादर समर्पित

*आ नवविहान अननिहारकेँ सेहो।*

# आमुख

१

मैथिली साहित्यमे जगदीश प्रसाद मंडलक पदार्पण किछु-किछु ओहिना भेल अछि जेना कहियो विवेकानन्द ठाकुरक भेल छल। जहिना विवेकानन्द ठाकुर अपन जीवनक उत्तरार्धमे बहुत आकस्मिक ढ़ंगे मैथिलीमे प्रगट भेलाह, तहिना जगदीश प्रसाद मंडल एकबैग अपन अनेक कथा आ उपन्यास लऽ कऽ उपस्थित भेल छथि। विवेकानन्द ठाकुरक काव्यमे पाठककेँ ग्रामीण परिवेशक जेहन टटका बिम्ब आ नव सुआद भेटल छलनि, जगदीश प्रसाद मंडलक कथामे ओहने टटका चित्र आ नव आस्वाद भेटतनि। दुनू रचनाकार मिथिलाक ग्राम्य-जीवन संस्कृतिसँ मोहाविष्ट छथि। दुनुक शैली वर्णनात्मक अछि।

लेकिन आगमन, विषयवस्तु, दृष्टि आ शैलीमे समानता होइतहुँ दुनूमे क्यो ने तँ ककरो अनुकरण कएने छथि, ने एक दोसरासँ प्रभाव ग्रहण कएने छथि। दुनुक अपन स्वतंत्र लेखकीय व्यक्तित्व छनि।

जगदीश प्रसाद मंडल जनवादी या प्रकृतिवादी उपन्यासकार नहि छथि, जीवन-संघर्षक उपन्यासकार छथि। हुनक कथामे सेहो औपन्यासिक विस्तार अछि। वर्तमान समएमे प्रचलित आ मान्य उपन्याससँ हुनक उपन्यास भिन्न अछि, एकर कथा घटना बहुलता आ ऋजुसँ युक्त रहैत अछि।

जगदीश प्रसाद मंडल जीवनमे प्राप्य जिजीविषा, मानवीयता एवं आदर्शकेँ सुदृढ़ आ पुनर्प्रतिष्ठित करबाक उद्देश्यसँ अनुप्राणित छथि।

**-सुभाष चन्द्र यादव**

२

प्रायः चारि-पाँच बर्ख पहिनेक बात थिक जे जगदीश जीक संबंधमे हमरा पहिले बेर जनबाक अवसर भेटल रहय। ओ हमर पुस्तक सभक प्रेमी पाठक आ ताकि ताकि कऽ हमर रचना पढ़ल करथि। ओहि दिनमे हमर कोनो नव पुस्तक छपल रहय जकरा मादे ओ सुनने रहथि मुदा उपलब्ध नहि भऽ सकल रहनि। ताहि

क्रममे हुनक स्फूर्तिवान बालक हमरासँ भेँट करय पटना आएल रहथि। तखनहि पता चलल छल जे जगदीश जी लिखबो करैत छथि। उमेश अपना संग हुनकर पोथी सभक पांडुलिपि अनने छलाह। हम चकित रही जे विद्याक ई अनुरागी पुरुष कोना साहित्यक मुख्य धारा तँ के कहय जे अवान्तरो धारा सँ एकदम्मे एकात रहि निरन्तर साहित्य साधनामे लागल छथि। पता चलल जे ओ मैथिलीमे पाँचटा उपन्यास, एकटा नाटक आ गोट बीसेक कथा लिखने छथि। तहिये पहिल बेर हुनकर पांडलिपि सभकें हम उनटा-पुनटा कऽ देखने छलियनि। तहियो हमरा ई बात स्पष्ट लागल छल जे हुनकर लेखनमे कला भने जतबे होउक प्रामाणिकता धरि भरपूर छनि।

हम अपना सक्क भरि हुनका मनोबलकँ मजगूत आ दृष्टिकँ फड़िच्छ करबाक प्रयास केलियनि ! मधुबनीमे रही तँ ओ हमरासँ सम्पर्कोमे रहलाह। साहित्यक बिरादरीमे तहिये हुनकर प्रवेश भेलनि। हमरा खुशी अछि जे पछिला दू सालमे ओ आइ बेसी ऊर्जस्वी, आर रचनाशील, आर बेसी निधोख भेलाह अछि। आ आइ श्रुति प्रकाशनसँ हुनकर पुस्तक सभ प्रकाशित भऽ रहलनि अछि। हमरा लेल ई बहुत खुशीक बात थिक। एहि हेतु हम प्रकाशक नीतू कुमारी आ नागेन्द्र कुमार झा कँ धन्यवाद दैत छियनि। संगहि विदेह ई-पत्रिकामे एहि उपन्यासकँ धारावाहिक रूपँ प्रकाशित करबाक लेल गजेन्द्र जीकँ धन्यवाद आ बधाइ दैत छियनि जाहिसँ एकर प्रिंट रूपमे प्रकाशनक मार्ग प्रशस्त भेल।

जगदीश जीक साहित्यमे मिथिलाक ग्रामीण समाजक अद्भुत चित्र आएल अछि। मैथिलीमे एहि वस्तुक खगता सभ दिनसँ रहल अछि। हमरा लोकनि अक्सरहां चिन्तित होइत रहै छी जे गाम उजरि रहल अछि, गामक सम्बन्धमे जतबे जे किछु लेखन भऽ रहल अछि से निगेटिभ फोर्ससँ भरल अछि, अधिकाधिक हताश करऽ बला अछि। हमरा लगैत अछि जे जीबनमे देखबाक जे दृष्टिकोण जगदीश जीक छनि से आम मैथिली साहित्यकारक दृष्टिकोणसँ फराक छनि तँ ओ एहन चित्र रचि पबैत छथि जे सामान्यसँ हटि कऽ अछि। हम तँ हुनक लेखनकँ ग्रामीण समाजक सकारात्मक जीबन-शैलीक डक्यूमेन्टेशनक रुपमे देखैत छी।

हुनकर साहित्यमे जे लोक सभ आएल अछि, से मिथिलाक साधारण लोक सभ थिक-वर्ण आ जातिसँ छोट-छोट लोक सभ। ई लोक सभ मैथिली साहित्यमे पहिनहु आएल छथि। किछु प्रामाणिक चित्र सभ पहिनहुँ प्रस्तुत कएल जा चुकल अछि। मुदा हमर ई असंदिग्ध मान्यता अछि जे जाहिठाम ई छोट लोक अपन सम्पूर्ण मानवीय गरिमाक संग प्रस्तुत भेल होथि, सएह, केबल सएह टा, एहि

लोकक प्रमाणिक चित्र कहल जा सकैत अछि।

जगदीश जीक कथा साहित्यकेँ देखू तँ ई बात स्पष्ट भऽ सकैत अछि। जे बाहरसँ देखने छोट प्रतीत होइत अछि, से लोक सभ वस्तुतः बहुत पैघ-पैघ लोक सभ छथि। हुनका सभक उन्नत सांस्कृतिक आयामकेँ देखल जाय। मानवताक गुणसँ भरपूर ई लोक सभ दया, ममता, सहयोग सद्भावनासँ कते भरपूर लोक सभ छथि!

तखन एहन अवश्य लागि सकैत अछि जे ई चित्र सभ आजुक मिथिलाक चित्र नहि थिक अपितु अतीतक थिक! मुदा जाहि देशमे विमान आ कटही गाड़ी एक्के संग चलैत हो, ततय कोन अतीत आ कोन वर्त्तमान से निर्णय करब कठिन अछि। आ जाहिठाम सकारात्मक जीवन-शैली दस्तावेजीकरणक प्रश्न हो, ततय तँ ई अत्यन्त उपादेय।

जगदीश जीक लेखनक जे सामान्य विशेषता सभ छनि, से सम्पूर्णतः प्रस्तुत उपन्यास 'जिनगीक जीत' मे देखा पड़त। द्वन्द्व आ दुविधाक अन्हारक भीतर किरणमालाक खोज एहि उपन्यासक इष्ट छिऐक। एकर नायक अनेकानेक संघर्षसँ आगू बढ़ैत एकटा सुखी जीबनक पड़ावपर पहुँचैत अछि, जतय ओकरा परम सेहन्ता एहि बातक छैक जे ओकर 'सुखी जीबन' एकटा 'सार्थक जीबन' सेहो होइक। सुखी बनाम सार्थकक अन्तःसंघर्षसँ ओकर जीबन आक्रान्त अछि। एहिठाम कृषि संस्कृति आ सेवा संस्कृतिक अन्तर्द्वन्द्व सेहो बेस फरिच्छ भऽ कऽ आएल अछि। सदासँ मिथिलाक लोक कृषि कर्म करैत, कृषि-संस्कृतिक ताना-बानामे जीबैत आएल अछि। एहि युगमे आबि कऽ नोकरी (सेवा-संस्कृति) प्रधान लक्ष्य भऽ गेलैक अछि तँ स्वाभाविक थिक जे एहिसँ पूर्व -व्यवस्थित जीबन क्रममे विक्षोभ उत्पन्न भेलैक अछि। जगदीश जीक एहि समस्याकेँ नायक (बचेलाल) क पत्नी (रुमा) क पृष्ठभूमिक रुपमे उठौलनि अछि जे नोकरिहारा परिवारसँ कृषक परिवारमे बिआहलि गेल छथि। हमरा लोकनि देखैत छी जे बचेलाल एहि दू संस्कृतिक बीच समायोजन करबामे ततेक झमारल गेलाह अछि जे मानसिक रुपसँ अवसाद ग्रस्त भऽ गेल छथि। एहि अवसाद (डिप्रेशन) सँ उबारैत छथिन हुनकर माय (सुमित्रा), जे कृषि-संस्कृतिक प्रतिनिधित्व करैवाली एक सबला मैथिलानी थिकीह। श्रमजीबी समाजसँ आएल एहन स्त्री अबला कदापि नहि भऽ सकैत छथि। आ एहि स्त्री, सुमित्राक द्वारा सम्पन्न कराओल जाइत अछि जिनगीक जीत, जेना कहियो सत्यबती द्वारा महाभारत सम्पन्न कराओल गेल छल।

एहन प्रतीत भऽ सकैत अछि जे एहि रचनामे पठनीयताक अभाव छैक आ जेना की एक औपन्यासिक कृतिसँ जिनगीक घात-प्रतिघातकेँ चिन्तित करबाक

आशा कएल जाइछ तकरो अभाव छैक। एहिठाम सभ कथू एकदम सरलतासँ, आसानीसँ सम्पन्न होइत देखाओल गेल अछि, तेना वास्तविक जीबनमे प्रायः नहि होइछ। मुदा, एहि कृतिक प्रामाणिकता एकर अभावकेँ झाँपि दैत छैक। असलमे साहित्यक तीनटा उद्येश्य होइत छै- रंजन, शिक्षण आ प्रेरण। से हम देखैत छी जे शिक्षण आ प्रेरणक तत्व एहिठाम ततेक सक्रिय छैक जे रंजनक कसौटीपर एकर मूल्यांकन कयने रचनाक संग न्याय संभव नहि छैक।

एक बेर फेर हम जगदीश जीकेँ एहि रचनाक लेल धन्यवाद दैत छियनि।

**-तारानन्द वियोगी**

## (१)

छोट-छीन गाम कल्याणपुर। गामकेँ देखनहि बुझि पड़ैत जे आदिम युगक मनुक्खसँ लऽ कऽ आइ धरिक मनुक्ख हँसी-खुशीसँ रहैत अछि। मनुखेटा नहि मालो-जाल तहिना। एक फुच्ची दूधवाली गाएसँ लऽ कऽ बीस लीटर दूधवाली गाए धरि। बकरीओक सएह नस्ल। ऐहनो बकरी अछि जकरा तीनि-चारि बच्चा भेने, एक-दूटा दूधक दुआरे मरिये जाइत। आ एहनो अछि जकरा चारि लीटर दूध होइत अछि। गाछियो-बिरछी तहिना। एहनो गाछी अछि जहिमे एकछाहा शीशोएटा अछि तँ दोसर बगुरेक। आमो गाछीक वएह हाल। कोनो एकछाहा सरहीक अछि तँ कोनो एकछाहा कलमीक। ततबे नहि, ओहन-ओहन गाछ अखनो अछि जे दू-दू कट्ठा खेत छपने अछि तँ ओहनो गाछी अछि जहिमे पनरह-पनरहटा आमक गाछ एक कट्ठामे फइलसँ रहि मनसम्फे फड़बो करैत अछि।

ओझुका जेकाँ कल्याणपुर, चालीस बर्ख पहिने नहि छल। ने एकोटा चापाकल छलै आ ने बोरिंग। जेहने हर त्रेता युगमे राजा जनक जोतने रहथि तेहने हरसँ अखनो कल्याण पुरक खेत जोतल जाइत अछि। ने अखुनका जेकाँ उपजा-बाड़ी होइत छल आ ने बर-बीमारीक उचित उपचार। सवारीक रुपमे सभकेँ दू-दूटा पाएर वा गोट-पङरा बड़द जोतल काठक पहियाक गाड़ी। अंग्रेजी शासन मेटा गेल मुदा गमैआ जिनगीमे मिसिओ भरि सुधार नहि भेल। जहिना जाँतमे दूटा चक्की होइत- तरौटा आ उपरौटा। तरौटा कीलमे गाड़ल रहैत। तहिना शहरी आ देहाती जिनगीक अछि। शहरी जिनगी तँ आगू मुँहे घुसकल मुदा देहाती जिनगी तरौटा चक्की जेकाँ ओहिना गड़ाइल रहि गेल अछि। बान्ह-सड़क, घर-दुआर सभ ओहिना अछि जहिना चालीस बर्ख पहिने छल। तँ की कल्याणपुरक लोक अंग्रेजी शासन तोड़ैमे, भाग नहि लेलक? जरुर लेलक। दिल खोलि साहससँ लेलक। सगरे गामकेँ गोरा-पल्टन आगि लगा-लगा तीनि बेरि जरौलक। कत्ते गोटे बन्दूकक कुन्दासँ, तँ कत्ते गोटे मोटका चमड़ाक जूत्तासँ थकुचल गेलाह। जहल जाइबलाक धरोहि लागि गेल रहए। कत्ते गोटे डरे जे गाम छोड़ि पड़ाएल ओ अखनो धरि घुरि कऽ नहि आबि सकल। कत्ते गोटेक परिवार बिलटलै, तकर कोनो ठेकान, अखनो धरि नहि अछि।

कल्याणपुरक एक परिवार अछेलालक। अगहन पूर्णिमाक तेसर दिन, बारह बजे रातिमे घूर धधका दुनू परानी अछेलाल आगि तपैत रहए। पहिलुके साँझमे स्त्री-मखनीकेँ पेटमे दर्द उपकलै। प्रसवक अंतिम मास रहने मखनी बुझलक जे प्रसवक पीड़ा छी। अछेलालोकेँ सएह बुझि पड़लै। ओसरेपर चटकुन्नी बिछा मखनी पड़ि रहलि। चटकुन्नीक बगलेमे अछेलालो बैसि गेल। दर्द असान होइतहि मखनी बाजलि- ''दरद असान भेल जाइए।''

मुँहपर हाथ नेने अछेलाल मने-मन सोचैत जे असकरुआ छी कोना पलहनिक ओहिठाम जाएब? कोना अगियाशी जोड़ब? जाड़क समए छियै। परसौतीक लेल जाड़ ओहने दुश्मन होइत अछि जेहने बकरीक लेल फौती। दर्द छुटितहि मखनी फुड़-फुड़ा कऽ उठि भानसक जोगारमे जुटि गेलि। पानि भरैक घैल लऽ जखने घैलची दिशि बढ़ए लागलि कि पति अछेलालक बाँहि पकड़ि रोकि, कहलक- "अहाँ उपर-निच्चा नइ करु। हम पानि भरि अनै छी। अहाँ घरसँ बासन-कुसन निकालू। हम ओकरो धो कऽ आनि देब।"

मखनी चुल्हि पजारए लागलि आ अछेलाल लुरु-खुरु करए लगल। बरतन-बासन धोए ओहो चुल्हिऐक पाछुमे बैसि, आगियो तापए आ गप्पो-सप्प शुरु केलक। मुस्कीदैत अछेलाल बाजल- "अइबेर भगवान बेटा देताह।"

बेटाक नाम सुनि मखनी सुखक समुद्रमे हेलए लागलि। मने-मन सुखक अनुभव करैत विचारए लागलि जे बच्चाकेँ दूध पियाएब। तेल-उबटनसँ जाँतव। आँखिमे काजर लगा किसुन भगवान बना चुम्मा लेब। कोरामे लऽ अनको आंगन घूमैले जाएब। इस्कूलमे नाओ लिखा पढ़बैक विचार एलै, कि जहिना गमकौआ चाउरक भात आ नेबो रस देल खेरही दालिमे सानल कौर मुँहमे दइते, ओहन आँकर पड़ि जाइत जहिसँ जी कटि जाइत, तहिना भेलि। मनक सुख मनहिमे मखनी कऽ अटकि गेलि। पत्नीक मलिन होइत मुँह देखि पति बाजल- "गरीबक मनोरथ आ बरखाक बुलबुला एक्के रंग होइ छै। जहिना पाइनिक बुलबुला सुन्दर आकार आ रंग लऽ बढ़ैत अछि कि फुटिये जाइत, तहिना।"

मखनीक मनमे दोसर विचार उठलै जे धन तँ बहुत रंगक होइ छै- खेत-पथार, गाए-महीसि, रुपैआ-पैसा मुदा एहि सभ धनसँ पैघ बेटा धन होइत छैक। जे बूढ़मे माए-बापक सवारी बनि सेवा करैत अछि। ततबे नहि, परिवारो खनदानो कऽ आगू बढ़बैत अछि। तोहूँमे जँ कमासुत बेटा होएत तँ जीवितहि माए-बापकेँ स्वर्गक सुख दैत अछि।

भानस भेलै। दुनू परानी खेलक। मोटगर पुआरपर चटकुन्नी विछाओल, तहिपर जा मखनी सुति रहलीह। थारी-लोटा अखारि, चुल्हि-चिनमारक सभ काज सम्हारि अछेलाल चुल्हिये लग बैसि आगि तापए लगल। तमाकुल चूना मुँहमे लेलक। चुल्हिये लग बैसल-बैसल अछेलाल ओंघाइयो लगल। ओंघी तोड़ैले उठि कऽ अंगनामे टहलए लगल। भक्क टुटिते फेर चुल्हि लग आबि अछेलाल आगि तापए लगल। मखनी निन्न पड़ि गेलि। मखनीक नाकक आबाज सुनि अछेलाल सोचए लगल जे जँ राति-बिराति दर्द उपकतै तँ महा-मोसकिलमे पड़ि जाएब। अपने तँ किछु बुझैत नहि छी। दशमीक डगरक सिदहा दऽ नहि सकलियेक तँ पलहनियो आओत की नहि? चुल्हिक आगि मिझाइत देखि अछेलाल जारन आनए डेढ़ियापर गेल। ओससँ जारनो सिमसल। लतामक गाछ परसँ टप-टप ओसक बुन्न खसैत। अन्हारक तृतीया रहने, चान तँ भरि

राति उगल रहत, मनमे अबितहि अछेलाल मेघ दिशि तकलक। चान तँ उगल देखैत मुदा ओसक दुआरे जमीनपर इजोत अबितहि नहि। पाँजमे जारन नेने अंगना आएल। ओसारपर चुल्हि रहने सोचलक जे घरेमे घूर लगौनाइ बढ़ियाँ हएत किऐक तँ घरो गरमाइल रहत। अछेलालक पाएरक दमसिसँ मखनीक निन्न टुटि गेलै। धधकैत घूर देखि मखनियोकँ आगि तपैक मन भेलै। ओछाइन परसँ उठि ओहो घूर लग आबि बैसलि। बीचमे घूर धधकैत आ दुनू भाग दुनू परानी बैसल। जहिना देहक दुखसँ मखनी तहिना मोनक दुखसँ अछेलाल। बेबसीक स्वरमे अछेलाल बाजल- "अदहा राति तँ बीतिए गेल, अदहे बाकी अछि। जहिना अदहा बीतल तहिना बाँकियो बीतबे करत।"

अछेलालक बात सुनि मखनी पूछलक- "अखन धरि अहाँ जगले छी?"

'हँ, की करब। जँ सुति रहितौं आ तइ बीचमे अहाँकँ दरद उठैत तँ फटोफनमे पड़ि जइतहुँ। सँसे गामक लोक सुतल अछि। ककरा सोरो पारबैक। एक्के रातिक तँ बात अछि। कहुना-कहुना कऽ काटिये लेब। मनमे होइत छल जे बहिनकँ बिदागरी करा कऽ लए अनितहुँ मुदा ओहो तँ पेटबोनिये अछि। तहूमे चारि-पाँचटा लिधुरिया बच्चो छै। जँ विदागरी करा कऽ आनव तँ पाँच गोटेक खरचो बढ़ि जाएत। घरमे तँ किछु अछि नहि। कमाई छी खाइ छी।"

"कहलियै तँ ठीके। अपना घरमे लोक भुखलो-दुखलो रहि जाइत अछि। मुदा जकरा माथ चढ़ा कऽ अनितियै ओकरा कोना भूखल रखितियै? दिन-राति चिन्ता पैसल रहैए जे पार-घाट कोना लागत। भगवानो सभटा दुख हमरे दुनू परानीकँ देने छथि। एक पसेरी चाउर घैलामे रखने छी कहुना-कहुना पान-सात दिन चलबे करत। तकर बाद बुझल जेतैक।"

पसेरी भरि चाउर सुनि अछेलालक मोनमे आशा जगल। मुहसँ हँसी निकलल। हँसैत बाजल- "जँ हमर बनि बच्चा जनम लेत तँ कतबो दुख हेतइ तइओ जीवे करत। नहि जँ कोनो जनमक करजा खेने हेबै तँ असुल कऽ चलि जाएत।"

पतिक बात सुनितहि मखनीकँ पहिलुका दुनू बच्चा मन पड़ल। मने-मन सोचए लागलि जे ओहो बच्चा नहि मरिते। जँ नीक-नहाँति सेवा होइतै तँ। मुदा मनुखे की करत? जकरा भगवाने बेपाट भऽ गेल छथिन। पैछला बात मनसँ हटबैत मखनी बाजलि- "समाजमे ओहनो बहुत लोक होइत जे बेर-बेगरतामे भगवान बनि ठाढ़ होइत।"

"समाज दू रंगक होइछै। एकटा समाज ओहन होइ छैक जइमे दोसराक मदतिकँ धरम बुझल जाइ छै आ दोसर ओहन होइ छैक जहिमे सभ सबहक अधले करैत अछि। अपने गाममे देखै छियै। अपन टोल तीस-पेंइतीस घरक अछि। चारि-पाँच रंगक जातियो अछि। एक जातिकँ दोसरसँ भैंसा भैंसीक कनारि अछि। अपन तीनि घरक दियादी अछि। तीनू घरमे सुकनाकँ दु सेर दू टाका छैक। ओकरा देखै

छियै। सदिखन झगड़े-झंझटक पाछू रहैए। टोलमे सभसँ बाड़ल अछि। ओकरा चलैत हमरोसँ सभ मुँह फुलौने रहैए। ने ककरोसँ टोका-चाली अछि ने खेनाइ-पीनाई, आ ने लेन-देन। भगवान रच्छ रखने छथि जे सभ दिन बोइन करै छी मौजसँ खाई छी नइ तँ एक्को दिन अइ गाममे बास होइत।''

अछेलालक बात सुनि मूड़ि डोलबैत मखनी बाजलि- ''कहलौं तँ ठीके, मुदा जे भगवान दुख दइ छथिन वएह ने पारो-घाट लगबै छथिन।''

मखनीक बात सुनि अछेलाल बाजल- ''सगरे गाममे नजरि उठा कऽ देखै छी तँ खाली बचेलालेक परिवारसँ थोड़-बहुत, मिलान अछि। सालमे दश-बीस दिन खेतिओ सम्हारि दइ छियै आ घरो-घरहट। पेंइच-उधार तँ नहिये करै छी। हमर ब्रह्म कहैए जे अगर बचेलालक माएकेँ कहबनि तँ ओ बेचारी जरुर सम्हारि देती। कहुना राति बीतै भोर होए, तखन ने कहबनि। दुखक रातियो नमहर भऽ जाइ छै। एक्के निन्नमे भोर भऽ जाइ छले, से बितबे ने करैए।''

हाफी करैत मखनी बाजलि- ''देहो गरमा गेलि आ डाँड़ो दुखा गेल। ओछाइनेपर जाइ छी।''

मखनीक बात सुनि अछेलाल ठाढ़ भऽ मखनीक बाँहि पकड़ि ओछाइनपर लऽ गेल। मखनी परि रहलि। पड़ले-पड़ल बाजलि- ''मन हल्लुक लगैए। अहूँ सुति रहू।''

अछेलालक मनमे चैन आएल। मुदा तइयो सोचैत जे एहि देह आ समएक कोन ठेकान। कखन की भऽ जएतैक। गुनधुन करैत बाहर निकलि चारु भर तकलक। झल-अन्हारक दुआरे साफ-साफ किछु देखवे ने करैत। मूड़ी उठा मेघ दिशि तकलक। मेघोमे छोटका तरेगण बुझिये ने पड़ै। गोटे-गोटे बड़का देखि पड़ैत। अएना जेकाँ चानो बुझि पड़ैत। डंडी-तराजूकेँ ठेकना ताकए लगल। तकैत-तकैत पछबारि भाग मन्हुआइल देखलक। डंडी-तराजू देखि अछेलाल कऽ संतोष भेलै जे राति लगिचा गेल अछि। फेर घुमि कऽ आबि घूर लग बैसल। आलस अबए लगलै। तमाकुल चुना मुँहमे लेलक। बाहर निकलि तमाकुल थूकड़ि कऽ फेकि फेरि घुरे लग आबि बोरा पसारि घोकड़ी लगा, बाँहिएक सिरमा बना सुति रहल। निन्न पड़ि गेल। निन्न पड़ितहि सपनाए लगल। सपनामे देखए लगल जे घरवाली दरदसँ कुहरैत अछि। चहा कऽ उठि पत्नीकेँ पूछलक- ''बेसी दर्द होइए?''

मखनी निन्न छलि। किछु नहि उत्तर नहि देलि। घूर कऽ फूँकि अछेलाल धधड़ाक इजोतमे मखनी लग जा निङहारि कऽ देखए लगल। मनमे भेलै जे कहीं बेहोश तँ ने भऽ गेलि अछि, मुदा नाकक साँस असथिर रहै।

कौआ डकितहि अछेलाल उठि कऽ बचेलाल ऐठाम विदा भेल। दुनू गोटेक घर थोड़बे हटल, मुदा बीचमे डबरा रहने घुमाओन रास्ता। बचेलालक माएकेँ अछेलाल भौजी कहैत। दियादी संबंध तँ दुनू परिवारमे नहि मुदा सामाजिक संबंधे भैयारी। बचेलालक पिता रघुनन्दन छोटे गिरहस्त, मुदा सामाजिक हृदय रहने सभसँ समाजमे

मिलल-जुलल रहैत। बचेलाल ऐठाम पहुँचते अछेलाल डेढ़ियापर ठाढ़ भऽ बचेलालक माए सुमित्राकेँ सोर पाड़लक। आंगन बहारैत सुमित्रा बाढ़नि हाथमे नेनहि घरक कोनचर लगसँ देखि, मुस्कुराइत बाजलि- "अनठिया जेकाँ दुआरपर किऐक छी? आउ-आउ, अंगने आउ।"

अछेलालक मन्हुआइल मुँह देखि सुमित्रा पूछलक- "रातिमे किछु भेलि की? मन बड़ खसल देखै छी।"

कँपैत हृदयसँ अछेलाल उत्तर देलकनि- "नइ रातिमे तँ किछु ने भेल मुदा भारी विपत्तिमे पड़ल छी। तेँ एलौं।"

"केहन विपत्तिमे पड़ल छी?"

"भनसियाकेँ संतान होनिहार अछि। पूर मास छियै। घरमे तँ दोसर-तेसर अछि नहि। जनिजातिक नीक-अधला तँ अपने बुझै नइ छी। तेँ अहाँ कऽ कहैले एलौं जे चलि कऽ सम्हारि दिओ।"

कनेकाल गुम्म भऽ सुमित्रा बजलीह- "अखन तँ दरद नहि ने उपकलैहें ?"

"नै, अखन चैन अछि। साझू पहर दरद उपकल छलै मुदा कनिये कालक बाद असान भऽ गेलै।"

"लोकेक काज लोक कऽ होइ छै। समाजमे सभक काज सभकेँ होइ छै। अगर हमरा गेलासँ अहाँक नीक हएत तँ किअए ने जाएब।" -कहि सुमित्रा फुसफुसा कऽ पूछल- "परसौती खाइले चाउर अछि, कीने?"

अछेलालक मोनमे एलै जे झूठ नहि कहबनि। कने गुम्म भऽ बाजल- "एक पसेरी चाउर घरमे अछि, भौजी।"

एक पसेरी चाउर सुनितहि सुमित्राकेँ हँसी लगलनि। मुदा हँसीकेँ दाबि, सोचलनि जे कमसँ कम एक मासक बुतात चाही। मास दिनसँ पहिने परसौतिक देहमे कोनो लज्जति थोड़े रहै छै। तेँ एक मासक बुतातक जोगार सेहो कऽ देबै। बेर पड़लापर गरीब लोकक मन बौआ जाइ छै तेँ अछेलाल ऐना कहलक। पुरुख जाति थोड़े परसौतीक हाल बुझैत अछि। जखन हमरा बजबैले आइल तखन बच्चाकेँ एहि धरतीपर ठाढ़ करब हमर धर्म भऽ जाइत अछि। सिर्फ बच्चा जनमि गेलासँ तँ नहि होइत। दुनू गोटे गप्प-सप्प करिते छल कि बचेलाल सुति कऽ उठल। केबाड़ बन्ने छल कि दुनू गोटेक गप-सपक आवाज सुनलक। खिड़कीक एकटा पट्टा खोलि हुलकी देलक कि दुनू गोटेकेँ गप्प-सप्प करैत देखलक। केबाड़ खोलि बचेलाल दुनू गोटे लग आबि चुपचाप ठाढ़ भऽ गेल। पुतोहूक दुआरे सुमित्रा बाजलि- "दरबज्जेपर चलू।"

तीनू गोटे दरवज्जापर आबि गप्प-सप्प करए लगल। अपन भार हटबैत सुमित्रा बचेलालकेँ कहलक- "बच्चा! अछेलालक कनियाँकेँ सन्तान होनिहारि छै। बेचारा, जेहने समांगक पातर अछि तेहने चीजोक गरीब। आशा लगा कऽ अपना ऐठाम आएलहें।

गाममे तँ बहुतो लोक अछि मुदा अनका ऐठाम किऐक ने गेल। जँ हमरापर बिसवास भेलै तँ ने आएल।''

मूड़ी निच्चा केने बचेलाल चुपचाप सुनैत। माएक बात सुनि कहलक- ''जखन तोरा बजबैले एलखुन तँ हम मनाही करबौ।''

''सोझे गेलासँ तँ नइ हेतै। कमसँ कम एक मासक बुतातो चाही कीने?''

''जखन तूँ घरक गारजने छँ तखन हमरासँ पूछैक कोन जरुरी? जे जरुरी बुझै छीही, से कर।''

अछेलालक हृदयमे आशा जागल। मने-मन सोचए लगल जे अखन धरि बुझै छलौं जे गाममे क्यो मदतिगार नहि अछि मुदा से नहि। भगवान केहेन मन बना देलनि जे ऐठाम एलौं। कुस्कुराइत अछेलाल सुमित्राकेँ कहलक- ''बड़ी काल भऽ गेल भौजी, अंगनामे की भेल हेतै, सेहो देखैक अछि तँ आव नइ अँटकब। चलू, अहूँ चलू।''

सुमित्रा- ''बौआ! अहाँ आगू बढ़ू, हम पीठेपर अबै छी।''

अछेलाल आंगन बिदा भेल। सुमित्रा बचेलालकेँ कहए लागलि- ''बच्चा! मनुखेक काज मनुखकेँ होइ छै। आइ जे सेवा करब ओ भगवानक घरमे जमा रहत। महीना दिन हम ओकर ताको-हेर करबै आ खरचो देबै। भगवान हमरा बहुत देने छथि। कोन चीजक कमी अछि।''

बचेलाल- ''माए! तोरा जे नीक सोहाओ, से कर। जा कऽ देखही।''

दरबज्जासँ उठि सुमित्रा अंगनाक काज सम्हारए लागलि। सभ काज सम्हारि सुमित्रा अछेलाल ऐठाम विदा भेलि। मखनी ओसारपर, विछान बिछा, पड़लि। पहुँचते सुमित्रा मखनीकेँ पूछलि- ''कनियाँ, दरदो होइए?''

कर घूमि मखनी बाजलि- ''दीदी, अखन तँ दरद नइ उपकल हेन, मुदा आगम बुझि पड़ैए।''

मखनीकेँ दूटा संतान भऽ चुकल छल तँ आगम बुझैत। सुमित्रा अछेलालकेँ कहलक- ''ऐठाम हम छीहे। अहाँ पलहनिक ऐठाम जा बजौने आउ?''

अछेलाल पलहनिक ऐठाम विदा भेल। मुदा पलहनि ऐठाम जेबा लेल डेगे ने उठैत। मनमे होइ जे दशमी डगरक सिदहा नै दऽ सकलियेक, तँ ओ आओत की नहि? मुदा तइयो जी-जाँति कऽ विदा भेल। भरि रास्ता विचित्र स्थितिमे अछेलाल पड़ल रहए। एक दिशि सोचैत जे जँ पलहनि नहि आओत तँ बेकार गेनाइ हएत। दोसर दिशि होइ जे जाबे हम इम्हर एलौं ताबे घरपर की हएत की नहि। पलहनिक ऐठाम पहुँचते अछेलाल देखलक जे पलहनि मालक थैरिक गोबर उठा, पथियामे लऽ खेत विदा भेलि अछि। जहिना न्यायालयमे अपराधीकेँ होइत तहिना अछेलालोकेँ बुझि पड़ैत। मुदा तइयो साहस कऽ पलहनिसँ कहलक- ''कने हमरा ऐठाम चलू। भनसिया कऽ दरद होइ छै।''

''माथपर गोबरक छिट्टा नेने पलहनि उत्तर देलक- ''हम नइ जेबनि। डगरक सिदहा हमर बाँकिये अछि। पेट-बान्हि कतेक दिन काज करबनि।''

पलहनिक बात सुनि अछेलाल अपन भाग्यकेँ कोसैत। भगवान केहेन बनौने छथि जे जकरा-तकरासँ दूटा बात सुनै छी। मुँह सिकुड़ियबैत अछेलाल फेरि कहलक- ''कनियाँ, अइ साल सिदहा नइ दऽ सकलियनि, तँ कि नहि देबनि। समए-साल नीक हएत तँ अगिला साल दोबर देबनि। समाजमे सभक उपकार सभकेँ होइत छैक। चलू, चलू....।

खिसिया कऽ पलहनि डेग बढ़बति बाजलि- ''किन्नहु नहि जेवनि।''

एक टकसँ अछेलाल पलहनिकेँ देखैत रहल। देहमे जना एको मिसिया तागते ने बुझि पड़ै। हताश भऽ दुनू हाथ माथपर लऽ अछेलाल बैसि सोचए लगल जे आब की करब? आशा तोड़ि घर दिशि विदा भेल। आगू मुँहे डेगे ने उठै, पाएर पताइत। जना बुझि पड़ै जे आँखिसँ लुत्ती उड़ैए। कहुना-कहुना कऽ अछेलाल घरपर आएल।

तेसर सन्तान भेने मखनीकेँ दरदो कम भेलै आ असानीएसँ बच्चो जनमल। अपना जनैत सुमित्रा सेवोमे कोनो कसरि बाकी नहि रखलखिन। डेढ़ियापर अबितहि अछेलालकेँ बुकौर लगि गेलै। दुनू आँखिसँ दहो-बहो नोर टघरए लगल। अंगना आवि मुस्कुराइत सुमित्रा बाजलि- ''बौआ, ककरो अहाँ अधला केने छी जे अधला हएत। भगवान बेटा देलनि। गोल-मोल मुँह, मोटगर-मोटगर दुनू हाथ-पाएर छैक।''

आशा-निराशाक बीच अछेलालक मन उगए-डूबए लगल। हँसी होइत सुख निकलए चाहैत जबकि आँखिक नोर होइत दुख।

बेटा जनमितहि सुमित्राक अंगनाक टाटपर बैसल कौवा दू बेरि मधुर स्वरमे बाजल। कौवाक बोली सुनि बचेलालक मुहसँ अनायास निकलल- ''अछेलाल काका कऽ बेटा भेल।''

मुँहसँ निकलितहि बचेलाल आँखि उठा-उठा चारु कात देखए लगल जे क्यो कहलक नहिये तखन मुँहसँ किऐक निकलल? आंगनसँ निकलि बचेलाल टहलैत डबराक कोन लग आएल। कोनपर ठाढ़ भऽ हियासए लगल जे बच्चाक जन्म भेलि आ कि दरदे होइत छै। सुमित्रा ओछाइन साफ करैत। अगियासी जोड़ैले अछेलाल डेढ़ियापर जारन आनए गेल कि बचेलालपर नजरि पड़ल। नजरि पड़ितहि अछेलाल, थोड़े आगू बढ़ि, बचेलालकेँ कहलक- ''बौआ, छौँड़ा जनमल।''

लड़काक नाम सुनितहि बचेलालक मोनमे आएल जे जा कऽ देखि आबी। मुदा सोचलक जे अखन जा कऽ देखब उचित नहि। चोट्टे घुमि आंगन आवि पत्नीकेँ कहलक- ''अछेलाल काकाकेँ बेटा भेल।''

बेटाक नाम सुनितहि मने-मन असिरवाद दैत रुमा बाजलि- ''भगवान जिनगी देथुन।''

बच्चाक छठियार भऽ गेल। सुमित्रा अपन अंगनाक काज सम्हारि अछेलालक आंगन पहुँचली। गोसाई लुक-झुक करैत। पतिआनी लगा बगुला पछिमसँ पूब मुँहे उड़ैत अपनामे हँसी मजाक करैत जाइत। कौआ सभ धिया-पूता हाथक रोटी छीनैले पछुअबैत। जेरक-जेर टिकुली गोलिया-गोलिया उपरमे नचैत। सुरुज अराम करैक ओरिआनमे लगल। अछेलालक बीच आंगनमे बोरा बिछा सुमित्रा बच्चा कऽ दुनू जाँघपर सुता जतबो करति आ घुनघुना क गेबो करथि-

गरजह हे मेघ गरजि सुनाबह रे
ऊसर खेत पटाबह, सारि उपजावह रे
जनमह आरे बाबू जनमह, जनमि जुड़ाबह रे
बाबा सिर छत्र धराबह शत्रु देह आँकुश रे
हम नहि जनमब ओहि कोखि अबला कोखि रे
मैलहि बसन सुतायत, छौँड़ा कहि बजायत रे
जनमह आरे बाबू जनमह जनमि जुड़ाबह रे
पीयर बसन सुताबह बाबू कहि बजावह रे

झुमि-झमि सुमित्रा गबितो आ बच्चाकेँ जँतबो करति। आँखिसँ आँखि मिला स्नेहक बरखा बरिसबैत। बच्चाकेँ कोनो तरहक तकलीफ नहि होइ तेइले मुँह दिशि देखैत। टाटक अढ़मे बैसि अछेलाल सुमित्राकेँ स्नेह देखि, दुनियाँ कऽ बिसरि आनन्द लोकमे बिचरैत।

## (२)

रवि दिन रहने बचेलाल अबेर कऽ उठल। मनमे यएह सोचि विछानपर पड़ल, जे आइ स्कूल नहिये जाएब। घरपर कोनो अधिक काजो नहिये अछि। मात्र एक जोड़ धोती, एक जोड़ कुरता आ एक जोड़ गंजियेटा खिंचैक अछि। दुपहर तक तँ काजो एतवे अछि। बेरु पहर हाट जा घरक झूठ-फूस समान कीनि आनब। हाटो दूर नहि, गामक सटले अछि। सुति उठि बचेलाल नित्य-कर्मसँ निवृत भऽ दलानक चैकीपर आबि बैसल। रुमा चाह दऽ गेलनि। दू घोंट चाह पीबितहि बचेलालकेँ पिता मन पड़ि गेलखिन। पिता मन पड़ितहि बचेलाल अपन तुलना पितासँ करए लागल। मने-मने सोचए लगल जे पिता साधारण किसान छलाह। पढ़ल-लिखल ओतबे जे नाम-गाम टो-टा कऽ लिखि लथि। काजो ओतबे रहनि जे कहियो-काल रजिष्ट्री ऑफिस जा सनाक बनथि। भरि दिन खेतीसँ लऽ कऽ माल-जालक सेवामे व्यस्त रहैत छलाह। मुदा एत्ते

गुण अवश्य छलनि जे गाममे कतौ पनचैती होइत वा कतौ भोज-भात होइत वा समाजिक कोनो दशनामा काज होइत तँ हुनका जरुर बजाओल जाइन। ततबे नहि, बूढ़-पुरान छोड़ि क्यो नाम लऽ कऽ सोरो नहि पाड़ैत छलनि। अपन संगतुरिया भाय कहनि आ धिया-पूतासँ चेतन धरि गिरहत बाबा, गिरहत काका कहनि। परिवारे जेकाँ समाजो कऽ बुझैत छलथिन। मुदा हम शिक्षक छी। अपन काजक प्रति इमानदार छी। बिना छुट्टिये एक्को दिन ने स्कूलमे अनुपस्थिति होइ छी आ ने एको क्षण बिलम्बसँ पहुँचै छी। जते काल स्कूलमे रहै छी, बच्चा सभकेँ पढ़विते छी। जना आन-आन स्कूलमे देखै छी जे शिक्षक सभ कखनो अबै छथि, कखनो जाइ छथि आ इस्कूलेमे ताशो भँजैत छथि। ओना हमहूँ ककरो उपकार तँ नहिये करै छी किऐक तँ दरमाहा लऽ काज करैत छी। आन शिझकक अपेक्षा इमानदारीसँ जीवितहुँ अपना पैघ कमी बुझि पड़ैत अछि। ओ कमी अछि समाजमे रहि समाजसँ कात रहब। स्कूलक समए छोड़ि दिन-राति तँ गामेमे रहै छी मुदा ने क्यो टोक-चाल करैए आ ने क्यो दरवज्जापर अबैए। मनमे सदिखन रहेए जे कमाई छी तँ दू-चारि गोटेकेँ चाह-पान खुआबी-पीआबी। मुदा क्यो कनडेरियो आँखिये नहि तकैत अछि। हमहूँ तँ ककरो ऐठाम नहिये जाइ छी। चेतन सभक कहब छनि जे दुआर-दरबज्जाक इज्जत छी चारि गोटेकेँ बैसब। मुदा से कहाँ होइए। गाम तँ शहर-बजार नइ छी जे एक्के मकानमे रहितहुँ, आन-आन क्षेत्रक रहने, लोक आन-आन भाषा बजैत, आन-आन चलि-ढालिमे अपन जिनगी वितवैत, ककरो क्यो सुख-दुखमे संग नहि होइत! मुदा समाज तँ से नहि छी? बाप-दादाक बनाओल छी। एक ठाम सइयो-हजारो बर्खसँ मिलि-जुलि कऽ रहैत अएलाह। रंग-विरंगक जातियो प्रेमसँ रहैत अछि। सभ सभकेँ सुख-दुखमे संग रहैत अछि। बच्चाक जन्मसँ लऽ कऽ मरण धरि संग पूरैत अछि। ऐहन समाजमे, हमर दशा ऐहन किऐक अछि? जहिना पोखरिक पानिक हिलकोरमे खढ़-पात दहाइत-भसिआइत किनछरि लगि जाइत तहिना तँ हमरो भऽ गेल अछि। की पानियेक हिलकोर जेकाँ समाजोमे होइत छैक? जँ पानियेक हिलकोर जेकाँ होइत छैक तँ हम ओहि हिलकोर कऽ बुझैत किऐक ने छी? हमहू तँ पढ़ल-लिखल छी।

जत्ते समाजक संबंधमे बचेलाल सोचैत तत्ते मन मलिन होइत जाइत। मुदा बुझि नहि पबैत। अधा चाह पीलाक बाद जे गिलासमे रहल ओ सरा कऽ पानि भऽ गेल। ने चाहक सुधि आ ने अपन सुधि, बचेलालकेँ। जना बुझि पड़ैत जे हम ओहन बनमे बौआ गेलहुँ जतए एक्कोटा रस्ते ने देखैत छी। गंभीर भऽ बचेलाल बड़बड़ेबो करैत आ अपने-आपमे गप्पो करैत।

आंगनसँ सुमित्रा आबि बचेलालकेँ देखि पूछलखिन- ''बच्चा, कथीक सोगमे पड़ल छह? किछु भेलह हेन की?''

बचेलालक मुहसँ निकलल- ''नहि माए! भेल तँ किछु नहि। मुदा गामक किछु बात मोनमे घुरिआइत अछि। जकर जबाब बुझिते ने छी।''

तारतम्य करैत सुमित्रा कहए लगलखिन- "गाममे तँ बहुत लोक रहैत अछि मुदा सभ थोड़े गामक सब बात बुझै छै। गाममे तीनि तरहक रास्ता छैक। पहिल ओ जहिसँ समाज चलैत अछि। दोसरसँ परिवार चलैत आ तेसरसँ मनुक्ख चलैत अछि। मनुक्ख अपन चलि परिवारक चालिमे मिला कऽ चलैत अछि। तहिना परिवार समाजक चालिसँ मिला कऽ चलैत अछि तँ, तीनूक अलग-अलग चालि रहनहुँ ऐहन घुलल-मिलल अछि जे सभकँ बुझवोमे नहि अबैत।"

मुँह वाबि बचेलाल माएक बात सुनि, कहलकनि- "माए, तोरो बात हम नीक-नहाँति नहि बुझि सकलहुँ। मनमे यएह होइ अए जे किछु बुझिते ने छी। अन्हारमे जना लोक किछु ने देखैत, तहिना भऽ रहल अछि।"

मूड़ी डोलबैत सुमित्रा कहए लगलखिन- "अपने घरमे देखहक- दूटा बच्चा अछि, ओकर तँ कोनो मोजरे नहि। तीनि गोटे चेतन छी। तोँ भरि दिन इस्कूलेक चिन्तामे रहै छह। भोरे सुति उठि कऽ नओ बजे तक, अपन सभ क्रिया-कर्मसँ निचेन भऽ खा कए इस्कूल जाइ छह। चारि बजे छुट्टी होइ छह। डेढ़ कोस पाएरे अबैत-अबैत साँझ पड़ि जाइ छह। घरपर अबैत-अबैत थाकियो जाइत हेबह। पर-पखानासँ अबैत-अबैत दोसर साँझ भऽ जाइ छह। दरबज्जापर बैसि, कोनो दिन 'रमायण' तँ कोनो दिन 'महाभारत' पढ़ै छह। भानस होइ छै खा कऽ सुतै छह। फेरि दोसर दिन ओहिना करै छह। एहिना दिन बीतैत जाइ छह। दिनेसँ मास आ मासेसँ साल बनैत छैक। कोल्हुक बड़द जेकाँ घरसँ इस्कूल आ इस्कूलसँ घर अबै-जाइत जिनगी बीति जेतह। मुदा जिनगी तँ से नहि थिक? जिनगी तँ ओ थिक- जना बसन्त ऋृतु अबिते गाछ-विरीछ नव कलश लऽ बढ़ैत अछि, तहिना मनुक्खोक गति अछि। जिनगीक गतिये मनुक्खकँ ब्रह्माण्डक गतिसँ मिला कऽ लऽ चलैत। अज्ञानक चलैत मनुक्ख, एहि गतिकँ नहि बुझि, छुटि जाइत अछि। छुटैक कारण होइत व्यक्तिगत, परिवारिक आ सामाजिक जिनगी। जे सदिखन आगूक गतिक पाछु मँहे धकेलति अछि। जहिसँ मनुख समएक संग नहि चलि पबैत। मुदा तइसँ की? बाधा कतबो पैघ किऐक ने हुअए मुदा मनुखोकँ साहस कम नहि करक चाही। सदिखन सभ अंगकँ चैकन्ना कऽ कए चललासँ सभ बाधा टपि सकैत अछि। पुतोहूए जनिकँ देखुन। भरि दिन भनसा आ धिये-पूतेक आइ-पाइमे लगल रहैत छथुन। हमरो जे शक लगैए से करिते छी। घर तँ कहुना चलिये जाइ छह। मुदा परिवार तँ समाजक एक अंग छी। परिवारेक समूह ने समाज छी। तँ समाजक संग चलैक लेल परिवार कऽ समाजक रास्ता धड़ए पड़त। से नहि भऽ रहल छह। जना देखैत छहक जे रेलगाड़ीमे ढेरो पहिया आ कोठरी होइ छै। जे आगू-पाछू जोड़ल रहै छै। मुदा चलै काल सभ संगे चलै छै। तहिना मनुक्खो छै।"

सुमित्राक बात सुनि बचेलाल जिज्ञासासँ पूछल- "अपन परिवारक की गति अछि?"

मुस्कुराइत सुमित्रा कहए लागलि- "अपन परिवार ठमकल अछि। ओना बुझि पड़ैत हेतह जे आगू मुँहे जा रहल छी, मुदा नहि। तोरा बुझि पड़ैत हेतह जे शिक्षक छी, नीक नोकरी करै छी। नीक दरमहो पबै छी। हँ, ई बात जरुर अछि। मुदा अपनो सोचहक जे जखन हम पढ़ल छी, बुद्धियार छी। तखन हमरा बुद्धिक काज कैक गोटे कऽ होइ छै। जे क्यो नहिये पढ़ल अछि ओहो तँ अपन काज, अपन परिवार चलबिते अछि। कने नीक कि कने अधला सभ तँ जीवे करैत अछि। आइ तोरा नोकरी भऽ गेलह, तँ ने, जँ नोकरी नइ होइतह तखन तँ तोहूँ ओहिना जीवितह जहिना बिन पढ़ल-लिखल जीवैत अछि। एहिना पुतोहू जनीकेँ देखुन, जना घरसँ कोनो मतलबे नहि अछि। हमरो बिआह-दुरागमन भेल छल। हमहूँ कनियाँ छलौं मुदा आइ जे घरमे देखै छिअह तना तँ नहि छल। जखन हम नैहरसँ ऐठाम एलहुँ तखन भरल-पूरल घर छल। सासु-ससुर जीविते रहथि। जखन चारि दिनक बाद चुल्हि छूलौं, तहियासँ सासु कहियो चुल्हि दिशि नहि तकलनि। ने कोठीसँ चाउर निकालि कऽ देथि आ ने किछु कहथि। जेहने परिवार नैहरक छल तेहने एतुक्को छल। जे सभ काज नैहरमे करै छलौं सएह सभ काज अहूठीम छल। अपन घर बुझि एकटा अन्न आकि कोनो वस्तु दुइर नहि हुअए दैत छलियेक। अखन देखै छिअह जे पाँचे गोटेक परिवार रहनहुँ सभ सबसँ सटल नहि, हटल चलि रहलह हेन। सटि कऽ चलैक अर्थ होइत सभ सब काजमे जुटल रही। ई तँ नहि कि क्यो काजक पाछू तबाह छी आ क्यो बैसले छी। परिवारक सभकेँ अपन सीमा बुझि चलक चाही, से नहि छह। हम खेलहुँ कि नहि, तोँ खेलह कि नहि। भनसिया लेल धन्य सन। की खाएव, कोन वस्तु शरीरक लेल हितकर हएत कोन अहितकर, से सभ बुझैक कोनो मतलवे नहि। जे खाईमे चसगर लागत, भलेहीं ओ अहितकरे किऐक ने हुअए, वैह खाएब। जहिसँ घरमे बीमारी लधले रहै छह। जहिना सुरुजक किरिणकेँ देखै छहक जे अनेको दिशामे चलैत तहिना परिवारोक काज सभ दिशा कऽ जोड़ैत अछि, से नहि भऽ रहल छह।"

बिचहिमे बचेलाल माएकेँ पूछलक- "माए! नीक-नाहाँति तोहर बात नइ बुझि रहलौं हेन?"

बचेलालक बातकेँ तारतम्य करैत सुमित्रा कहए लगलखिन- "बच्चा, देखहक जहिना गाममे किछु परिवार आगू मुँहे ससरि रहल अछि तँ किछु परिवार पाछू मुँहे। किछु परिवार ठमकल अछि। जहिसँ गाम आगू मुँहे नहि बढ़ि रहल अछि। तहिना परिवारोमे होइत। परिवारोमे किछु गोटे आगू बढ़ैक चेष्टा करैत तँ किछु आलस अज्ञान आदिक चलैत पाछू मुँहे ससरैत। किछु गोटे अदहा-छिदहामे रहैत। तँ परिवारकेँ जहि गतिमे चलक चाही, से नहि भऽ रहल अछि। ततवे नहि ई रोग मनुक्खक भीतरोमे अछि। किछु लोक अपनाकेँ समएसँ जोड़ि कऽ चलए चाहैत तँ किछु समएक गति नहि बुझि, पाछूऐ मुँहे चलैत। ई बात जाबे नीक जेकाँ नहि बुझबहक ताबे ने मनमे चैन हेतह आ ने आगू मुँहे परिवार बढ़तह।"

माइक बातसँ बचेलालक मन घोर-मट्ठा भऽ गेल। की नीक, की अधला से बुझबे ने करैत। माथ कुरिअबैत बचेलाल माएकेँ कहलक- “माए! जखन मन असथिर हएत तखन बुझा-बुझा कहिहेँ। एक बेरे नइ बुझब, दू बेरे बुझैक कोशिश करब। दू बेरे नइ बुझब तीन बेरे कोशिश करब। मुदा बिना बुझने तँ काज नहि चलत।”

बचेलालक बात सुनि मुस्कुराइत सुमित्रा कहए लगलखिन- “बच्चा जखन तोहर पिता जीविते रहथुन तखन घरमे पाथरक बटिखारा छल। ओहिसँ जोखै-तौलै छलहुँ। एक दिन पति अपने आबि कहलनि जे आब लोहाक पक्की सेर, अढ़ैया पसेरी सभ आइल। हम पूछलिएनि जे पथरक जे सेर, अढ़ैया अछि तकरा फेकि देबै? ओ कहलनि-फेकबै किऐक? लोहा सेर कऽ पथरक सेरसँ भजारि लेब। बटिखारा कम-बेसी हएत, सएह ने हएत, ओकरा अपन बटिखारा हिसाबसँ मानि लेबै। अओर की हेतै। बौआ अखन तोरो मन खनहन नइ छह, जा तोहूँ अपन काज देखह। हमरो बहुत काज अछि। जखन मन खनहन हेतह तखन आरो गप्प करब।”

अनोन-बिसनोन मने बचेलाल कपड़ा खीचैले विदा भेल। आंगन जा बाल्टी-लोटा, कपड़ा आ साबुन नेने कलपर पहुँचल। कपड़ा साबुन कऽ कातमे रखि पहिने कलक चबूतरा साफ केलक। बाल्टीमे पानि भरि सभ कपड़ा कऽ बोइर देलक। एकाएकी कपड़ा निकालि दुनू पीठ साबुन लगा-लगा, बगलमे रखैत। जखन सभ कपड़ामे साबुन लगाओल भऽ गेलै तखन पहिलुका सावुन लगौलहा कपड़ा निकालि खीचए लगल। सुमित्रा खन्ती लऽ बाड़ी ओल उखाड़ए विदा भेलि। बाड़ीमे पतिआनी लगा ओल रोपने रहथि। तीन सलिया ओल। केकटा गाछ फुला गेल। बाड़ीमे सुमित्रा हियासए लागलि जे कोन गाछ खुनी। सभ गाछ डग-डग करैत। पतिआनीक बीचमे एकटा गाछक अदहा पत्ता पिरौंछ भऽ गेल। पात कऽ पीअर देखि सुमित्रा ओइह गाछ खुनैक विचार केलनि। ओल कटि नहि जाए तँ फइलसँ खुनव शुरु केलनि। सात-आठ किलोक हैदरावादी ओल। टोंटी एकोटा नहि। टोंटी नहि देखि सुमित्रा मने-मन सोचए लगली जे टोंटी रहैत तँ रोपियो दैतिऐक मुदा से नहि भेल। ओलक माटि झाड़ि गाछकेँ टुकड़ी-टुकड़ी काटि खधियेमे दऽ उपरसँ माटि भरि देलखिन। सुमित्रा चाहथि जे ओलो आ खन्तिओ ऐके बेर नेने जाएब मुदा से गरे ने लगनि। दुनू हाथसँ ओल उठा एक हाथमे लऽ दोसर हाथसँ खन्ती लिअए लगथि कि ओल गुड़कि कऽ निच्चामे गिर पड़नि। कैक बेर कोशिश केलनि मुदा नहिये भेलनि। तखन हारि कऽ पहिने दुनू हाथे ओल उठा कल लग राखि, खन्ती आनए गेली। खन्तिओमे माटि लगल आ ओलोमे। तँ दुनू कऽ नीक-नाहाँति घुअए पड़त। माए कऽ ठाढ़ देखि बचेलाल हाँइ-हाँइ कपड़ा पखाड़ए लगल। कपड़ा लऽ बचेलाल चारपर पसारए गेल। सुमित्रा ओलकेँ कलक निच्चामे रखि कल चलबए लगली। गर उनटा-उनटा दश-पनरह बेर कल चलौलनि। मुदा तइयो सिरक दोग-दागमे माटि रहबे केलै। तखन ओलकेँ घुसुका बाल्टीमे पानि भरि लोटासँ ओलो, खन्तिओ आ अपनो हाथ-पाएर धोलनि। आंगन आबि सुमित्रा

पुतोहूकेँ कहलखिन- ''आइ रवियो छी, बच्चो गामेपर रहता तँ ओलक बड़ी बनाउ। बड़ निम्मन ओल अछि तँ दू चक्का तड़ियो लेब।''

सुमित्राक बात सुनि मुँह-हाथ चमकबैत पुतोहू उत्तर देलखिन- ''हिनका हाथमे सरर पड़ल छनि तँ कब-कब नइ लगै छनि। हमरा तँ ओल देखिये कऽ देह-हाथ चुलचुलाए लगैए। अपने जे मन फुड़ैन से बनबथु। हम चुल्हि पजारि ताबे भात रन्है छी। सभकेँ नवका चीज नीक लगै छै हिनका पुरने नीक लगै छन्हि।''

पुतोहूक बात सुनि सुमित्रा मने-मन सोचए लगली जे जाबाव दिअनि आकि नहि? समएपर जँ जबाव नहि देब तँ दबब हएत। मगर जबाव देनहु तँ झगड़े हएत। अपना जे इच्छा अछि वएह करब मुदा बाता-बातीसँ तँ काजे रुकत। जत्ते बनबैमे देरी हएत तते भानसोमे अबेर हेतै। मुदा सुमित्राक मन जबाव देइले तन-फन करैत। ओल कऽ बीचो-बीच काटि, चारि फाँक करए लगली ओलक सुगंध आ रंग देखि सुमित्रा जबाव देलखिन- ''कनियाँ, जे चीज सभ दिन नीक लागल ओ आइ अधला कोना भऽ जाएत? जाबे जीबै छी ताबे तँ खेबे करब। तोँ जकरा अधला बुझै छहक ओ अधला नहि छी। दुनू गोटेक नजरिमे अन्तर छह। जे अन्तर नीक-अधलामे बदलि गेल छह। दुनू गोटेक नजरि, एहि दुआरे दू रंग भऽ गेल छह जे दुनू गोटेक जिनगी दू रंग बीतल। तोँ नोकरिहाराक परिवारक छह हम गिरहत परिवारक। तोहर बाप नगद-नरायण कमाइ छथुन जहिसँ हाट-बजारसँ समान कीनि आनि खाइ छेलह। हम तँ सामान उपजवैबला परिवारमे रहलहुँ। कोन वस्तु कोना रोपल जाइ छै, कोना ओकर सेवा करए पड़ैत छै, से सभ वुझै छियै। तँ हमर नीक आ तोहर नीकमे यएह अन्तर छह।''

दुनू सासु-पुतोहूक गप-सप बचेलालो दरवज्जापरसँ सुनैत। बीच आंगनमे बैसि सुमित्रा ओल बनबैत रहथि। घरमे पुतोहू भन-भना कऽ बजैत रहथि, जे सुमित्रा नीक जेकाँ सुनवो ने करथि। बच्चा नेने मखनी सेहो आइलि। मखनीकेँ कोरामे बच्चा देखि सुमित्रा दबारैत कहलखिन- ''मासे दिनक बच्चाकेँ अंगनासँ किऐक निकाललह? जँ रस्ता-पेड़ामे हबा-बसात लागि जइतै तब?''

हँसैत मखनी उत्तर देलकनि- ''दीदी! अइ आंगनकेँ अनकर आंगना कहै छथिन। हमर नइ छी? अपनो अंगना अवैमे संकोच हएत।''

मखनीक बात सुनि सुमित्रा मने-मन अपसोच करैत कहलखिन- ''अनकर अंगना बुझि नइ कहलियह। अखन बच्चा छोट छह तँ बचा कऽ राखए पड़तह। बेटा धन छी। घरसँ तँ निकलबे करत। पुतोहूकेँ सोर पाड़ि कहलखिन- ''पहिले-पहिल दिन बच्चा अंगना आएल। तेल-उबटन दहक। अगर उबटन घरमे नइ हुअअ तँ तेलेटा नेने आवह। ताबे चुल्हि मिझा दहक। पहिने बच्चाकेँ जाँति-पीचि दहक।''

घरसँ रुमा तेल आ विछान नेने आबि अंगनेमे विछौलक। तेलक माली लगमे रखि बच्चाकेँ कोरामे लेलक। दुनू पाएर पसारि बच्चाकेँ जाँधपर सुतौलक। बच्चाक

मुँह देखि रुमा मने-मन बाजलि- ''मखनी केहेन भाग्यशाली अछि जे भगवान ऐहन सुन्नर बच्चा देलखिन।'' उनटा-पुनटा कऽ बच्चा देखलक। रुमाक मनमे ऐलै जे कोना लोक बजैए जे फल्लाँक कपार खराब छैक आ फल्लांक नीक? जँ कपार अधला रहितैक तँ बेटी होइतै। जकर कपार नीक रहै छै, ओकरा खाली बेटे होइतै। भगवानक नजरिमे सभ बराबरि अछि। सभ तँ हुनकेँ सनतान छी। कोन पापी बाप ऐहेन हएत जे अपना सन्तानकेँ दूजा-भाव करत? अनेरे लोक, कपार गढ़ि, भगवानकेँ दोख लगबै छन्हि।

सुमित्रा हाथसँ ओलो आ कत्तो लऽ मखनी ओल बनबए लगलीह। ओल देखि मखनी सुमित्राकेँ कहलखिन- ''ओल अंडाइल रोहू माछ जेकाँ बुझि पड़ैत अछि। दीदी 'हाथ धो लथु, हम बना लै छी।''

सुमित्रा हाथ धोए दुनू हाथमे करु तेल लगा अपना पाएरमे हसोथि लेलनि। हाथक कबकबी मेटा गेलनि। विछानपर जा पुतोहूकेँ कहलखिन- ''कनियाँ, बच्चा लाउ। हम जाँति दइ छियै। अहाँ चुल्हि लग जाउ।'' सुमित्रा कोरामे बच्चाकेँ दऽ रुमा चुल्हि पजारए गेलि। सुमित्रा बच्चाकेँ जाँधपर सुतवैत मखनीकेँ कहलखिन- ''कनियाँ, बीचला चक्का ओरिया कऽ काटब। ओ तड़ब। कतका सभ उसनि कऽ बरी बनाएब।''

मुस्की दैत मखनी कहलकनि- ''तेहेन सुन्नर ओल छनि दीदी जे चुल्हिपर चढ़िते गल-बला जेतनि। खेबोमे तेहने सुअदगर लगतनि। अइ आगूमे दुदहो-दहीक कोनो मोल नहि।''

सुमित्रा बच्चाकेँ जतबो करैत आ घुनघुना-घुनघुना गेबो करैत-

'कौने बाबा हरबा जोताओल,<br>
मेथिया उपजाओल हे।<br>
कौने बाबी पीसल कसाय<br>
ओ जे बच्चाकेँ उङारब हे।<br>
बड़का बाबा हरबा जोताओल<br>
ओ जे सरसो उपजाओल हे।<br>
ऐहब बाबी तेल पेरौलीह<br>
बच्चा केँ उङारथि हे।

जाबे मखनी ओल बनौलक ताबे सुमित्रो बच्चाकेँ जाँति-पीचि चानिमे काजरक टिक्का लगा निचेन भेलीह। मखनीक कोरामे बच्चा दऽ सुमित्रा एक-डेढ़ सेर चाउर आ तीमन जोकर ओल दऽ देलखिन।

## (३)

अधरतियेमे सुमित्राक निन्न टूटि गेलनि। ओछाइन परसँ उठि आंगन आबि, मेघ दिशि हियासए लगली। अन्हरिया राति। साफ मेघ। सिंगहारक फूल जेकाँ तरेगण चमकैत। घरसँ थोड़े हटल पूबरि भाग बाँसक बीटि। बासँक झोंझमे मेनाक खोंता। एकटा मेना कऽ बाझ पकड़ि उड़ि गेल। बाझकेँ उड़िते आन-आन मेना गदमिशान करए लगल। मेनाक आवाजकेँ सुमित्रा अकानए लगली। भिनसुरका बोली नहि बुझि सुमित्रा सोचए लगलीह जे किछु भऽ गेलै। तैँ एना बजैए। कने काल ठाढ़ भेलोपर रातिक ठेकान नहि पाबि सुमित्रा पुनः ओछाइनपर जा पड़ि रहली। अनायास मनमे एलनि जे जहिना अछेलाल समाजमे रहितो समाजसँ अलग अछि तहिना तँ बचेलालो अछि। ओहि दिन वेचारा सत्ते कहलक जे ने ककरो ऐठाम जाइ छी आ ने क्यो हमरा ऐठाम अबैए। ने ककरोसँ गप्प होइए आ ने गामक कोनो बात बुझै छी। रुमा सेहो उठिकेँ सासु लग ऐली। पुतोहूकेँ सुमित्रा कहए लगलखिन- "जखन दुरागमन भऽ ऐठाम आइल रही तखन दू-तीन साल अंगनेमे रहलौं। अंगनासँ बहार सासु नहि हुअए दथि। वएह सासु बहराक काज सम्हारथि। कातिक मास। छठिक परातेसँ दुनू सासु-पुतोहू सामा गीत गाबी। समाजक सभ स्त्रीगण अपन-अपन अंगनामे सामाक गीत गबथि। ओ आगू-आगू कहथिन हम पाछू-पाछू। तीनि साल एहिना बीतल। चारिम साल सामा भसौनिक दिन हुनकर मोन खराब भऽ गेलनि। तत्ते जोर कफ आ उकासी होइन जे बजले ने होइन। भसाओनिक दिन रहने छोड़लो कोना जइतै। बेरुए पहर ओ एक पाँज धान काटि अनलनि। ओकरा मिड़लहुँ। अदनार धान तँ ताड़ै-भाड़ैक जरुरते नहि। ओ सासु घानी लाड़थि, हम ऊखड़ि-समाठ लऽ कूटी। चूड़ा कुटलौं। बाटीमे अरबा चाउर भीजैले दुपहरे दऽ देने रहिये। ओकर पीठार पीसलौं। गोसांइ लुक-झुका गेल। काजो बहुत रहै तैँ हाँइ-हाँइ करी। तहूमे सासुक मन खराबे रहनि मुदा तइयो संग-साथ देथि। ने अखन धरि समा रंगने छलौं आ ने वृन्दावनक चुगला झड़कबैले बनौने छलौं। किएक तँ घरमे सोन रहबे ने करै। हाँइ-हाँइ सामा-चकेबा सभकेँ पीठारसँ ढ़ौरलौं। ओकरा सुखैले चंगेड़ामे दऽ देलियै। सामा रंगैले एक्केटा पुड़िया गुलाबी रंग रहै। एके रंगसँ रंगलों नइ जाएत। कमसँ कम लाल, हरियर, पीअर आ कारी रंग तँ जरुर चाही। दुनू सासु-पुतोहू गुनधुनमे पड़ल रही। अनाययास हुनका मनमे एलनि जे सीमक पात तोड़ि हरियरका आ सिंगहारक फूलक डंटीसँ पीअरका रंग बनोओल जा सकैत अछि। मन पड़िते ओ दश-बारहटा सीमक पात तोड़ि आनि हमरा पीसैले कहलनि। अपने सिंगहारक गाछ लग जा बसिया फूल बीछि आनलनि। हम सीमक पात पीसए लगलहुँ आ ओ सिंगहारक डंटी तोड़ए लगलीह। मनमे सबुर भेलि। किऐक तँ काजरसँ करिया रंगक काज चलि जाएत। रंग तैयार होइते दुनू गोटे सभकेँ

रंगलौं। रंगल जखन भऽ गेल तखन हुनका मन पड़लनि जे झाझी कुत्ता, ढोलिया आ लड़ूबेचा तँ बनेवे ने केलहुँ। आब की हएत? विधि तँ पुरबए पड़त। गुनधुन करैत सासु कहलनि- ‘‘कनियाँ, कने माटि सानि तीनू बना लिअ। मुदा धड़फड़मे सूखत कोना? तइयो तीनू बनेलहुँ। काँच दुआरे ओकरा नै ढोरलौं आ ने रंगलौं। सभकेँ चंगेड़ामे सरिया कऽ राखि भानसक जोगारमे लागि गेलहुँ। सासु मालक घरमे ओछड़ा दइले गेली हम भानस करए लगलौं। भानस भेलो नइ छल कि उत्तरबारि टोलमे सामा गीत शुरु भेल। बाबू ससुर आ हुनका -पति- खुआ, दुनू गोटे खेलहुँ। थारी-लोटा, बरतन अखारि राखि देलियेक। दीप जड़ेलहुँ। दुनू गोटे गीत गबए बैसलहुँ। जहाँ ओ सासु गोसाउनिक गीत उठौलनि कि उकासी उठलनि। एक लखाइते बड़ी काल धरि खोंखी करिते रहि गेलीह। उकासी बन्ने ने होइन। हम हुनकर छाती दाबि-दाबि ससारए लगलौं। तखन उकासी बन्न भेलनि। उकासी बन्न होइते कहलनि- ‘‘कनियाँ, हमरा गाओल नइ हएत। आइ उसरैए, तँ छोड़बो नीक नइ हएत। जैह अबैए सएह गाबि विधि पूरा लिअ।’’

सासुक आग्रह सुनि तरे-तर खुशी भेलौं, जे हमरो लूरि देखतीह। पहिने तँ थोड़े नाकर-नुकर केलौं जे हमरा गीत नइ अबैए। मुदा फेरि सोचलहुँ जे लूरिकेँ झाँपियो कऽ राखब नीक नहि। गाबए लगलौं। आगू-आगू हम कहियै आ पाछूसँ ओ धरथि। उकासी दुआरे घुनघुनेबे करथि। आंगनमे गोसाउनिक गीति गाबि, चंगेरा उठा बटगबनी गबैत चैमास दिशि विदा भेलौं। चैमास जाइत-जाइत गीतो खतम भेलि। चैमासमे चंगेरा राखि, सामाक गीत शुरु केलहुँ। पहिल गीति समाप्त होइते सासु कहलनि जे लगले सूरे पाँचटा पुरा लीअ’। पहिलुक गीति तँ हुनको अबैत रहनि तँ घुनघुनाइयो कऽ संग पूरि देलनि, मुदा दोसर नहि अबैत रहनि तँ कखनो घुनघुनाइत तँ कखनो चुप भऽ जाथि। हम देखियो कऽ अपना सूरे गबिते रहलौं। जहिना भरल कोठीक मुँह खोललासँ चाउर भुभुआ कऽ निकलैत तहिना हमरो हुअए। एकके सूरे दश-बारहटा सामाक गीत गाबि लेलहुँ। गामक जत्ते सामा खेलेनिहारि रहथि सभ अपन-अपन सामा भसा आंगन गेलीह। हमहूँ सामा भसा सोहर गबैत अंगना विदा भेलौं। एक्के-दुइये गामक गीति गौनिहारि आबए लगली। पाछू-पाछू ओहो सभ भाँज पूरए लगली। एकटा सोहर गाबि दोसर उठेलहुँ। सासुक मन खराब रहनि तँ खिसिया कऽ ओ सुतैले चलि गेलीह पाँचटा सोहर गौलौं। नवकी कनियाँ सभ मुँह दाबि-दाबि बजैत जे दीदी नाचमे रहैत छेलखिन तँ हाथ चमका-चमका गबै छथि। साउसो ओछाइनपर घुनघुना कऽ गवथि। कखनो घरेसँ चाबस्सिओ दऽ दथि। सोहरक बाद समदाउन उठेलहुँ। नवतुरिया सभकेँ भास चढ़वे ने करै। घरेसँ माए कहलखिन- ‘‘ठी-ठी केने समदाउन गौल जाइ छै। मनुख जेकाँ मन असथिर कऽ कऽ गाओले ने होइ छनि।’’ अपन कमजोरी मानि मंगली कहलक- ‘‘भौजी समदाउन छोड़ि एकटा बरअमासा

बारहमासा कहिऔ।'' मंगलीक विचारकेँ सभ समर्थन दैत हूँ-हूँ कारी भरलक। हम बरहमासा शुरु केलौं-

रघुवर जुनि जइयौ मिथिला नगरसँ सिया कोहवरसँ ना।
अगहन सिया के विआह पूस सेजिया लगायब,
माघ सीरक भरबाएव रघुवर क, सिया कोहबरसँ ना।
फागुन फगुआ खेलाएब चैत माला गाँथि लाएब
बैशाख बेनिया डोलाएब रधुवर क, सिया कोहवरसँ ना।
जेठ तबे दिन राति आषाढ़ बरसे दिन राति
सावन झुला झुलाएकेँ, सिया कोहवरसँ ना।
भादव राति अन्हार आसीन आस लगाएब
कातिक चलि जाएब मिथिला नगर से, सिया कोहवरसँ ना।

बारहमासा गबैत-गबैत रातियो बेसी भऽ गेलै आ ओससँ सबहक नुओ सिमसि गेलै। मुदा तइयो उठैले क्यो तैयारे ने होइत। हाँ-हाँ, हीं-हीं सभ करैत। अपनो थाकि गेलहुँ। तखन दुनू हाथ जोड़ि कहलियेक- ''बड़ राति भऽ गेल। अखन जाइ जाउ। काल्हिसँ आबि-आबि सुनवो करब आ सीखवो करब। तखन सभ गेलि। हमहूँ सुतैले गेलहुँ। औझुका जँका ने पढ़ल-लिखल जनिजाति छलि आ ने पढ़ै-लिखैक सुविधा छलै। एक-एकटा गीति सीखैमे कै-कै दिन लागि जाइ छलै। हमहीं जे सीखलौं, ओ माएसँ सीखलौं। काजो करै काल सीखी आ रातिमे खेला-पीला बाद माएकेँ जतैले जाइ तखनो सीखी। जखन गीत इयाद भऽ जाए तखन माएकेँ गावि सुना दियै। दोसरे दिनसँ गीति सीखैले ढेरबासँ लऽ कऽ जुआन कनियाँ धरि आबए लागलि। गामक बेटी सभ तँ जखन-तखन आवि जाए मुदा कनियाँ पुतोहू वर्गक दोसरि तेसरि साँझमे आबै। अंगनाक काज बरदाइत देखि सभकेँ कहि देलियै जे साँझू पहरकेँ आबह। सएह भेल। छह मास धरि सभकेँ गीत सिखेलहुँ। जखन अपने बचेलालक पिता मरि गेलखिन तखन घरक भार पड़ि गेलि। दुनू बच्चा लिधुरिया। की करितौं? खेती-बाड़ीसँ लऽ कऽ अंगना-घरक काज सम्हारए पड़ैत छल। अपने काजमे तेना ओझराए गेलौं जे दोसराक सुधिये ने रहल। समाजमे कतौ विआह होए वा उपनएन, हमरो हकार अबैत छल। हमहूँ जा कऽ गोसाउनिक गीतिसँ लऽ कऽ समदाउन तक गबै छलौं। जे सभ छूटि गेलि। अखनो ओ सभ जँ इमहर अबैए तँ जरुर भेटि करैए। मुदा आब तँ अपने सभकेँ बाल-बच्चा, नाति-पोता भऽ गेलै। सभ अपने-अपने परिवारमे ओझराएल रहैए। हमहूँ बूढ़ि भेलौं तँ पहिलुका जेकाँ काजोमे नै सकै छी। जाधरि गामक लोकसँ लाट रहैत छल ताधरि सभ नीक-अधला बुझैत छलियेक। ककरा ऐठाम पाहुन आएल वा ककरा घरमे कते नोन-तेल खर्च होइ छलै, सभ बुझै छलियेक। समए जिनगी कऽ छोट बना देलक। जाबे जीवै छी ताबे दोसराक भार

नहि बनियेक, तेहिले भरि दिन लुरु-खुरुमे लागल रहै छी। अखनो बाड़ी-झाड़ीमे तीमन-साजन उपजवितै छी। भानसो करिते छी। अंगना-घर बहारिते छी। चिक्कनि माटिसँ घर नीपिते छी। कखनो ई नै बुझि पड़ैए जे अथबल भेलहुँ। जखने काजसँ हटब तखने जिनगी भार बुझि पड़त। जिनगी की थिक? जिनगी तँ यैह थिक जे हँसैत-खेलैत बीता ली। जे अखैन धरि निमहल, आगू बुझल जेतै।''

भोर भऽ गेल। चिड़ै चुनमुनी जुट ग्रुप बान्हि-बान्हि, खोंतासँ निकलि आकासक रास्तासँ पराती गवैत जिनगीक लीला करए विदा भेलि।

## (४)

आंगना बहारि सुमित्रा दरबज्जा बाहरै गेलीह। दरवज्जा बाहरैसँ पहिने बड़दपर नजरि पड़लनि। डेढ़ियापर बाढ़नि राखि मुँहपर हाथ दऽ बैसि, मने-मन सोचए लगली। बड़दक दशा देखि सुमित्राक दुनू आखिसँ नोर टघरए लगलनि। ताबे बचेलालो सुति उठि कऽ दरवज्जापर आएल मने-मन सुमित्रा सोचए लगली जे जाबे बचेलालक पिता जीबैत छलथिन ताबे जोड़ा बड़द खूँटापर रहैत छल। दुनू बड़दकेँ खुआ-पीया पट्ठा बनौने रहैत छलाह। ने एकटा कुकुड़माछी देहपर रहए दैत छेलखिन आ ने एकोटा अठगोरबा रहैत छलै। जहिना लोक अपन बच्चाक सेवा करैत अछि तहिना ओ पति गाए-बड़दक सेवा करैत छलाह। जखन अपने जीवैत छलाह हमहूँ जुआन छलौं। दुनू बेकती मिलि घर-अंगनासँ लऽ कऽ खेती-पथारी धरि सम्हारैत छलौं। आब बूढ़ि भेलहुँ आब कोना गाए-बड़दक सेवा कएल हएत? जँ कहीं अनचोकमे लथारे मारि दिअए वा हूरिपेटे दिअए तखन तँ हाथ-पएर तोड़ा घरमे कुहरैत रहब। तइसँ नीक जे ओकरा लग जेबे ने करी। भरि दिन बचेलालो इस्कूले आइ-पाइमे लगल रहैए। पुतोहूओ जनी तेहेन घरसँ आइलि छथि जे गाए-बड़दसँ कहियो भेंटे ने। घास-पात दुआरे खूँटापर बड़द कलपैए। ने एक मुट्ठी क्यो घास देनिहार आ ने एक डोल पानि पिऔनिहार। कखनो एक मुट्ठी घास आगूमे फेकि देलियै तँ कखनो एक डोल पानि पिआ देलिये। एहिसँ गाए-बड़द कोना पोसल जाएत? सुमित्रा सोचवो करैत आ आँखिसँ नोरो टघरैत। दलानक आगूमे बचेलाल दतमैनो करैत आ टहलबो करैत। अछेलालकँ घरमे चून नहि रहने, मुट्ठीमे तमाकुल नेने चून मांगए आएल। सुमित्राक आँखिसँ नोर टघरैत देखि बचेलाल पूछलकनि- ''माए, कनै किअए छँ?''

सुमित्रा किछु नहि उत्तर देलखिन। दुनू आँखिक नोर आँचरसँ पोछि माए बचेलाल दिशि देखए लगली। हाथमे तमाकुल रखने अछेलालो चुपचाप ठाढ़। ने चून मंगैक साहस होइ आ ने किछु बजैत। सुमित्राक मलिन चेहरा देखि अछेलालोक आ

बचेलालोक चेहरा मलिन हुअए लगल। त्रिकोण जेकाँ तीनू गोटे। कियो ने किछु बजैत। कने कालक उपरान्त मिड़मिड़ा कऽ अछेलाल सुमित्रासँ पूछल- "एते सोगाइल किअए छी भौजी? कथीक दुख मनमे अछि?"

पुनः आँचरसँ नोर पोछैत सुमित्रा बाजलि- "एतइ आउ। लगमे बैसू। कहै छी। बौआ बचेलाल तोँहू मुँह-हाथ धोने आवह?"

बचेलाल मुँह-हाथ धोइले कलपर गेल। अछेलाल लगमे आबि सुमित्राकेँ कहलक- "चूनक दुआरे तमाकुलो ने खेलौं भौजी। मन चटपटाइए। पहिने कने चून आनि दिअ।"

"अच्छा बैसू। आंगनासँ नेने अबै छी।" -सुमित्रा कहि आंगन विदा भेलि। डेढ़िये परसँ बचेलाल जोरसँ घरवालीकेँ चाह बनौने अबैले कहलक। दू घुस्सा दऽ अछेलाल तमाकुल चूना ठोरमे लेलक। दुनू गोटेकेँ सुमित्रा कहए लगलखिन- "एक समैक बात छी। हमरा नैहरमे एकटा गौर बाछी बाबू देने रहथि। बड़ सुन्नर बाछी छलै। छह मास पोसलौं तखन पाल खेलक। ठीक नओ मास पूरिते बाछी तरे बिआइल। बड़ दूधगरि गाए भेल। दू सेर भिनसर आ डेढ़ सेर बेरु पहरकेँ दूध हुअए। गाए तँ गाइये छल। जखन बेगरता हुअए तखन पाभरि-आसेर दुहि ली। बड़ सहठुल छल। एगारह बिआन बिआएल। जहाँ तीनि मास बियेना होइ कि पाल खा लिअए। पाल खेलापर छह मास लगैबो करए। जखन तीनि मास बिआइले बाकी रहै छलै तखन अपने दुहब छोड़ि दइ छेलिये। जहिना नाम गाए तहिना सज्जनो। खाइओ पीबैमे कोनो चीज बगै नइ छलै। लत्ती-कत्तीसँ लऽ कऽ तीमन तरकारीक छाँट-छुँट आगूमे दइते लप दे खा लैत। तीनि मास बियेना भेलै कि बड़ जोर दुखित पड़ल। गामक लोक सभ जे-जे दवाई बतौलक सभ केलियै मुदा दुख घटैक बदला बढ़िते गेलै। मनमे हुअए जे कोन जनममे पाप केलहुँ जे ऐहेन लागल फुलवाड़ी उजड़ि रहल अछि। दुनू परानीक आशा टूटि गेल। सोगे अन्नो-पानि नीकि नहि लगए। बच्चाकेँ देखि दयासँ हृदय पधिल गेल। गाए अपने दुखसँ तबाह तँ बच्चाकेँ कोना लगमे जाइ दितै। जना बच्चा परसँ सुरता हटि गेलै। सिरियाक गाए विआइल रहै। ओकरेसँ पाभरि कऽ दूध ली आ बच्चाकेँ खुरचनसँ पीआवी। मुदा पाभरिसँ बच्चाकेँ की होइतै? फुलकीबला घास आ खिचड़ीक आदति रसे-रसे लगबए लगलौं। पड़ले-पड़ल गाए डिरियेबो करै आ चारु टाँगो पटकै। मनमे हुअए जे नैहरक गाए छी जँ मरि जाएत तँ नैहराक लोक कहत जे धारबे ने करै छै। मुँहसँ फुफड़ी उड़ाए। हमरोसँ बेसी हुनके पति चिन्ता होइन। सोगे सदिखन चैकीपर पेटकानो लधने आ कुही भऽ भऽ कनबो करथि। बेर टगिते एकटा महात्मा दाढ़ी-केश बढ़ौने रस्ते-रस्ते कतौ जाइत रहथि। महात्माक नाम देवन छलनि। गाइक डिरियेनाइ सुनलखिन। थोड़ेखान रस्तापर ठाढ़ भऽ हियासलनि। तखन ससरि कऽ दुआरपर ऐला। मुड़ी गोति हम अथाह दुखमे

दैत छिअह। रविया आमक गाछी लगबैक विचार केलक। गाछ तँ पहिनहुँ रहै मुदा गाछ सभ बुढ़हा गेलै। कएकटा सुखियो गेलै आ कएकटा बेचियो लेलक। सिर्फ एक्केटा पुरना गाछ बँचलै। जे कोनो साल फड़ै आ कोनो साल नै फड़ै। ओ हमरा आबि कऽ पूछलक जे कोन-कोन आमक गाछ रोपी? आमक गाछ रोपब सुनि हमरा खूब खुशी भेल। खुशी अइ दुआरे भेल जे समाजमे ककरो गाछी भेलासँ गामेमे आम बेसी हएत। अपनो खएत आ दोसरो खेतै। हमरो धिया-पूता टुकला बीछत।'' हम कहलियै- ''रवि, नीक-नीक आमक गाछ जे मीठो होय आ नम्हरो, रोपियह।'' ओ कहलक- ''गाछ कतएसँ आनव?''

हम कहलियै- ''अगर बजारमे कीनिवह तँ ठका जेबह। कहतह कलमी आमक गाछ दइ छी आ भऽ जेतह सरही। तँ आमक दोकानमे जा चुनि-चुनि कऽ नमहरका आम कीनि लिहह। गुद्दा खा कऽ सुआद देखि लिहक। जे नीक बुझि पड़तह ओकर आँठी रोपि दिहक। पनरहे दिनमे पिपही जनमि जेतह। आमक गाछकँ पिपही लोक एहि दुआरे कहै छै जे आँठिक तरमे जे गुद्दा जेकाँ रहै छै ओकरा लोक सिलौटपर रगड़ि पिपही बनवैत अछि। तँ ओकरा पिपही कहै छै। पिपहीकँ ताक-हेर करैत रहिहह, जे बकरी-छकरी ने खा। नमहर गाछकँ जँ बकरी खेबो करै छै तँ निच्चासँ कनोजड़ि चलै छै मुदा पिपहीवाला गाछकँ खेने सूखि जाइ छै। जखन पिपही कने नमहर हेतह तँ ओकरा उखाड़ि ओकर मुसरा निच्चाँ दबा कऽ काटि फेर रोपि दिहक। साले भरिमे डेढ़-हाथ - दू-हाथक भऽ जेतह। तखन ओकरा थल्ला काटि दिहक। तीनिये सालमे फड़ए लगतह।''

रविया सएह केलक। आँगरी इशारासँ सजन छठुआक घर देखवैत देवनकँ कहए लगल- ''ओ छठुआ की केलक तँ रवियाक आमक गाछ गनि लेलक। बारहटा गाछ रहैक। अपन बाड़ीमे जनमल अनेरुआ बारहटा गाछ उखाड़ि कऽ रखि लेलक। रातिमे रवियाक बारहोटा गाछ, उखाड़ि अपनामे रोपि लेलक आ अपन रवियामे रोपि देलक। रविया अनाड़ी, बुझबे ने केलक। तीनि सालक उपरान्त जब आम फड़ए लगलै, तखन रविया तजबीज करए लगल जे जेहेन आमक आँठी रोपने रही तेहेन तँ एक्कोटा ने अछि। ऐना किऐक भेल? छठुआ अपन आमक बड़ाइ जतए-ततए करए लगल। रवियाकँ सेहो छठुआक आम देखि मनमे एलै जे जेहने आमक आँठी रोपने रही तेहने बुझि पड़ैए। मुदा कहबै कोना?''

''रवियाक आंगनवाली आमक गाछ रोपैयेकालमे कबूला केने रहै जे पहिल बेरक फलसँ ब्राह्मण भोजन ब्रह्म स्थानमे कराएव। जखन आम पाकए लगलै, तखन सभ गाछक आम मिला कऽ दू चँगेड़ा सैंति कऽ रखलक। एक मटकूरी दही पौरलक। एक अढ़ैया धानक चूड़ा कुटलक। बेरागन वुझि शुक्र दिनक नँत पुरहितकँ दऽ देलकनि। सबेरे आठ बजेमे पुरहित स्नान-पूजा कऽ माथमे त्रिपुण्ड केने पहुँच गेलखिन। ब्रह्म स्थानक आगूमे सभ सामान-चूड़ा, दही, चीनी, अँचार, आम, रखलक।

पुरहितक नजरि आमपर पड़िते झुझुआ गेला, मुदा दही आ चूड़ा देखि सबुर भेलनि। रविया सभ चीज परसलक। पुरोहित सभ आमकेँ बागि देलखिन, जे खट्टा अछि। खट्टा सुनिते दुनू परानी रविया तामसे आगि भऽ गेल। मुदा की करैत? चारि सालक मेहनत रविया चोरकेँ उसरैग छातीमे मुक्का मारि लेलक। फेरि रविया ओहि गाछीकेँ उपटा दोहरा कऽ रोपैक विचार केलक। हमरा आबि कऽ पूछलक। हम कहलियै जे नसीवलाल कक्का ऐठाम चलि जा ओ सुतिहार छथि। ओ जना-जना कहथुन तेना-तेना करिहह।''

''रविया नसीवलाल काका ऐठाम पहुँच, पहिने पैछला खिस्सा कहलकनि। तखन गाछी लगवैक बात पूछलकनि। नसीवलाल काका रवियाकेँ बुझवैत पूछलखिन- ''कत्ते खेतमे गाछी लगेवह?''

रविया बाजल- ''बहुत खेतबला तँ हम नहिये छी। पाँचे कट्ठा उँचगर खेत अछि। जइमे गाछी लगौने छलौं, ओहीमे लगाएव।''

नसीवलाल- ''बड़वढ़ियाँ। छअटा कलमी- एकटा बम्वइ, एकटा रोहनियाँ एकटा जरदालू, एकटा मालदह, एकटा फैजली आ एकटा राइर-लगाबह। एहि आमकेँ रोपलासँ अदहा जेठसँ अदहा साओन धरि, बेराबेरी, चलैत रहतह। ई छबो आमक गाछ हम दऽ देवह। पाइ-कौड़ी नइ लेबह। पाँचटा सरही सेहो रोपि दिहक। एकटा बेल, दूटा धात्री, एकटा गुलजामुन आ दूटा लतामक गाछ सेहो रोपिहह। सभ मिला कऽ बढ़ियाँ बगीचा भऽ जेतह। जँ सभटा कलमिये आम रोपवह तँ मौका-कुमौकामे जँ जारनक काज हेतह तँ दिक्कत भऽ जेतह।''

नसीवलालक बात सुनि रवियाक मन खुश भऽ गेल। नसीवलालसँ गाछ लऽ जा रविआ लगौलक। सभ गाछमे बेरही दऽ देलक। दुनू परानी रविया गाछक ताक-हेरि करए लगल। ओइह गाछी अखन छै। दू सालसँ फड़वो करै छै।

सजनक बात सुनि देवन कहलक- ''भैया! आरो किछु कहिऔ?''

देवनक जिज्ञासा देखि सजनक मुँहसँ मकइक लावा जेकाँ हँसी निकलल। हँसीकेँ कम करैत सजन हाथक इशरासँ तेतराक घर देखवैत कहलक- ''ओ तेतराक घर छियै। वेचारा बड़ मुँह सच्च अछि। मुदा काज करैमे भूते छी। जहिना करीन पटबैमे तहिना कोदरवाहि करैमे। काज करैमे तेहेन पीतमरु अछि जकर जोड़ा गाममे नइ छै। घरवाली बड़ होशगर। खानदानी घरक बेटी छी। ओना देखैमे पीरसियामे अछि मुदा रिष्ट-पुष्ट देह, पाँच हाथक नमगर-छड़गर। घर-आंगनसँ लऽ कऽ खेत पथारक सभ काजक लूरि। घरक जुइत अपने हाथमे रखने अछि। तेतरो निधैन रहैए। घरवाली जएह करै लऽ कहलक सएह केलक। वेचारी घरक लछमी छी। खूँटापर चारिटा माल रखने अछि। मालक सेबा तेहेन करैए जे अनका सेहन्ता लगै छैक। जखन ओकरा बथानपर जेबहक तँ हेतए जे एत्तै बैसि रही। ने एक्को चोत गोबर कखनो थैरमे देखवहक आ ने थाल-खिचार। चानी जेकाँ थैर चमकैत रहै छै।

माल-जाल पोसि कऽ वेचारी सवा बीघा खेतो कीनलक, तीनिटा घरो बनौलक आ दुनू बेटीक विआहो केलक। बेटिओ सभ तेहेन लूरिगर छै जे नीक-नाहाँति गुजर करैए। गामक क्यो ने कहि सकैत अछि जे तेतरा हमर एको-पाइ ठकने हएत। आ ने ककरो-कहियो गारि पढ़ने हेतै। मुदा भगवानो कहियो वेचाराकेँ अधला नहि केलखिन। अगर कतौ जाइत रहत आ नजरि पड़तै तँ सहटि कऽ लगमे आबि तमाकुल खुऔत। अइ तीनि कोसीमे जँ कतौ नाच हेतै आ ओकरा भाँज लगतै तँ आबि कऽ कहत। खेला-पीला बाद रातिमे घरवालीकेँ कहतै जे सजना भैयाक मन खराप भऽ गेलै तँ ओ कहलक जे एतइ आवि कऽ सुतिहह। तँइ ओतइ जाइ छी। बेचारी घरोवाली मन खराब सुनि मानि जाइ छै। दुनू गोटे नाच देखए जाइ छी। जइठाम नाच देखए जाइ छी तइठाम विपटा आ नटूआकेँ एक्को-दू रुपैया देबे करत।

बर्ख आठम, सजमनिया टोलक रुपलाल चौरी खेतक मोटका धानक बीआ सासुरसँ अनलक। वास्तवमे धानो नीक छलै। सँसे गामक गिरहस्त ओहि धानक प्रशंसा केलकै। पाँच मनक कट्ठा उपजबो केलै। ई गाम विकासपुर राघोबावूक जमीनदारीमे पहिने छल। राघोबावू अपन बेटीक विआहमे खोंइछमे ई गाम दऽ देलखिन। जइ दिनसँ खोंइछमे बेटीकेँ देलखिन तइ दिनसँ उपजाक ससिये चलि गेलै। केहनो सुन्दर खेत आ केहनो सुन्दर धान होइ, कट्ठा मनसँ बेसी हेबे ने करै। नइ तँ आध मन, छअ पसेरी, पाँच पसेरी कट्ठा होय। मुदा जखन रुपलाल पाँच मनक कट्ठा उपजौलक तखन गिरहतक मनमे सुनगुनी एलै। तहियासँ गिरहत खेतमे खाधो देमए लगल। आ जोतो-कोर बेसी करए लगल। बेसी उपजनमा धानक बीओ आन-आन गामसँ आनए लगल। मुदा गामक बनावटो अजीव अछि। जत्ते धनहर खेत अछि ओ तीनि किसिमक अछि। अधहा खेत गहीर अछि जकरा चौरी कहै छियै। छअ आना खेत उपराड़ि अछि आ दू आना निचरस। जइसँ की होइ छै जे अधिक बरखा भेल तँ उपरका खेत उपजि जाइत आ निचला दहा जाइत। तहिना जँ कम बरखा भेल तँ निचला खेत उपैज जाइत आ उपरका मरहन्ना भऽ जाइत। मोटामोटी अदहा उपजा गिरहतकेँ होइत। मुदा तइयो किसान, भगवानक लीला बुझि, हँसैत-खेलैत समए बीता लैत।”

रुपलालक धानक उपजा देखि तेतरा अपन स्त्री लड्डूबतीकेँ कहलक। लड्डूबती अपन पनरहो कट्ठा चौरी खेतक लेल पनरह सेर धान बदलि अनलक। ओइ धानकेँ तेतरा नारक झट्टाक मोइर बना रखि लेलक। फागुन-चैतमे जखन चौरी खेत उखड़लै तखन खूब महियाकेँ जोइत धान वाओग केलक। बड़ सुन्दर धानक गाछ जनमलै। सभ दिन तेतरा दुनू परानी बेरा-बेरी जा-जा देखै। बीत भरि-भरिक जखन गाछ भेलै तखन दुनू परानी आठ दिनमे खुरपीसँ कमठौन केलक। बैशाखमे एकटा बिहड़िया हाल भेलै। कच्चे-बच्चेकेँ धान चलल। खेत भरि गेलै। अखाढ़मे डुमौआ बरखा भेल। आठे दिनमे धानक गाछ सड़कि कऽ भरि-भरि जाँघक भऽ गेल। दुनू परानी तेतरा

विचारलक जे सुरर्‌ा कमठौन करब। परात भने दुनू गोरे कमाइ लऽ गेल। आड़िपर ठाढ़ भऽ दुनू परानी हियासि-हियासि धान देखए लगल। धान देखि लड़ूवती तेतराकेँ कहलक- ''तेहेन धान अछि जे थारी छिछलि जाएत।'' तेतराक मन सेहो गद्-गद् रहै, खिलखिला कऽ हँसए लागल। अपन खेत देखि तेतरा अनको-अनको खेतक धान देखि अपन धानसँ तुलना करए लागल। जेहेन धान तेतरा खेतमे छल ओहन आड़ि-पाटिमे ककरो नै। हँसैत तेतरा लड़ूबतीकेँ कहलक- ''अइ बेरि लछमी महरानी खुशीसँ तकलनि।''

तेतराक बातमे अपन बात जोड़ैत लड़ूवती बाजलि- ''जब भगवान दइपर होइ छथिन तँ छप्पर फाड़ि कऽ दइ छथिन।'' कहि दुनू परानी हँसए लागल हँसिते दुनू गोरे, कमठौन करए, खेतमे पैसल। कमठौन शुरु केलक। कनिये खानक बाद दुनू गोरेकेँ ठेंगी पकड़ि लेलक। बुझलक क्यो ने। खुन पीबि जखन ठेंगी लटकल तखन तेतराक नजरि पड़लै। नजरि परिते तेतरा फानि कऽ खेतक आड़िपर ठाढ़ भऽ जोरसँ लड़ूबतीकेँ कहलक- ''सभटा खुन ठेंगी पीने जाइए। झब दे छोड़ाउ नइ तँ जेहो देहमे खून बँचल अछि सेहो पीबि लेत।''

तेतराक बात सुनि लड़ूबती खेतसँ उपर हुअए लागलि कि अपनो बाँहिमे ठेंगी लटकल देखलक। बाँहिमे ठेंगी लटकल देखि धड़फड़ा कऽ उपर हुअए लगलि कि धानमे साड़ी लटपटा गेलै। साड़ी लटपटाइते आड़िपर गीरि पड़लि। फेरि उठि पहिने लड़ूवती अपन ठेंगी छोड़ौलक। ठेंगीकेँ छोड़विते छड़-छड़ा कऽ खून बाँहिसँ निकलए लगलै। चुटकीसँ माटि लऽ ठेंगी दाढ़मे लगौलक। खून बन्न भेलै। ताबे तेतरो अपन ठेंगी छोड़ा खेतमे फेकलक। फेरि कमाइ लेल खेतमे पैइसए लगल कि देखलक जे खेतमे ठेंगी सह-सह करैए। कमठौन छोड़ि दुनू गोटे घर दिशि विदाभेल।''

उपरका खेत सभ किसान अबादए लागल। पनरहे दिनमे सौँसे गामक खेत अबाद भऽ गेल। खेत तँ अबाद भऽ गेल मुदा बरखो बन्न भऽ गेलै। उपरका खेत सभ सुखए लगलै। जेहो पानि खेतमे छलै ओहो बहि-बहि निचलका खेतमे जमा भऽ गेल। जहिना जे गब किसान खेतमे रोपने छल ओहिना ओ लगि कऽ ठाढ़। मने-मन सभ किसान सोचए लगल जे समए रौदियाह भऽ गेल। खेत सभमे दरारि फटए लागल। धानक निचला पात पीयर भऽ-भऽ' सूखए लगल। मुदा चौरी खेतक धान किसानक मुँहकेँ हरियर रखने।''

दुर्गापूजासँ पाँच दिन पहिने एकटा अछार भेल। मुदा ओ पानि रस्ते-पेरे रहि गेल। मात्र चौरिये खेतटा मे ठेहुन भरि पानिक सलाढ़ पकड़ने। आब जँ आगू बरखा नहियो हएत तइयो चौरी उपजबे करत, ई बात सभ गिरहस्तक मनमे। हर्ष-विषादक बीच गामक सभ किसान। मुदा जहि गिरहस्तक अधिक खेत चौरीमे ओ बेसी खुश आ जकर कम खेत ओ कम। तेतरा आ लड़ूबतीक खुशी अधिक। दुनू परानी तेतरा एहि दुआरे खुशी अधिक जे आन सालसँ बेसी धान हएत। डेढ़ बीघा खेत तेतराकेँ रहै।

पनरह कट्ठा उपराड़ि आ पनरह कट्ठा चौरी। कोनो साल बीस मनसे बेसी धान नहि होय मुदा अइबेर नवका धानक आशा। चौरी खेतक धान, दुनू परानी तेतराकेँ नव उत्साह आ नव स्नेह दुनू परानीक बीच सेहो पैदा कऽ देलक। जखन दुनू एकठाम बैसि परिवारक गप्प करए तखन पहिने चौरिये धानक चर्चा करैत।''

गभहा सँकरातिक दिन। आइ गामक सभ गिरहत अपन-अपन खेत जा कहत- ''उखरि सनक बीट, समाठ सनक सीस'' दुपहरेसँ दुनू परानीक बीच तेतराकेँ रक्का-टोकी हुअए लगल। रक्का-टोकीक कारण छल जे तेतरा कहैत जे हम चौरी जा कहवै। आ लड़ूबती कहैत जे हम जा कऽ कहबै। तेतरा कहैत जे पुरुख खेतमे जा कहैत, तँ हम जाएब। लड़ूबती कहै जे घरक गारजन जा कऽ कहै छै तँ हम कहबै। मुँह दुब्बर तेतरा खिसिया कऽ लड़ूवतीकेँ कहलकै- ''जाउ, अहीं जा कऽ कहिऔ।'' मने-मन लड़ूवती सोचैति जे पनरहे कट्ठा खेत अछि तँ घूमि-घूमि सौँसे खेत कहबै। अंगनाक सभ काज सम्हारि लड़ूवती खेत विदा भेलि। मनहूस भेल तेतरा दुआरपर बैसि, बीड़ी पीवि-पीवि मनकेँ शान्त करए लगल। मन शान्त होइते तेतरा कुट्टी काटए लगल। घरक गोसाईकेँ गोड़ लागि लड़ूवती सोचलक जे जँ क्यो रस्तामे टोकवो करत तँ उनटि कऽ जबाव नइ देबै। नइ तँ विधि भंग भऽ जाएत।

सनतौलिया आ बेटी अंगुरिया रस्ते कातमे मरहन्ना धान कटैत छलि। लड़ूवतीकेँ देखि सनतौलिया कहलकै- ''एहिवेर हिनके बाजी सुतरल छनि। हमरा सबहक कपारमे आगि लगि गेलि।'' सनतौलियाक बातक जबाव नहि दऽ लड़ूवती मुँह घुमा आगू बढ़ि गेली। जखन लड़ूवती दश लग्गी आगू बढ़लि तखन अंगुरिया माएकेँ कहलक- ''एक्को बेर काकी बजवो ने कएल। संतोष दैत सनतौलिया बेटीकेँ कहलक- ''बुच्ची, धने ऐहेन चीज छियै जे लोककेँ टेढ़ बना दइ छै। भाए-भाएमे गरदनि कटौबलि करा दइ छै। स्त्री-स्वामीमे गरमेल करा दइ छै। बाप-बेटामे खुन करा दइ छै। तइ लऽ दुख किअए करै छीँ। दश कट्ठा अल्हुआ रोपने छी। कहुना-कहुना तँ सए मन हेबे करत। कत्ते खेमे। अदहा बेचि कऽ धान कीनि लेब। एक साँझ भात आ एक साँझ अल्हुआ उसनि कऽ चाहे रोटी पका कऽ खाएब। कोनो की सबहक दिन कटतै आ हमर नइ कटत?''

खेतक चारु आड़ि घूमि लड़ूवती धान कऽ गोड़ लागि खेतमे धँसल। तर-तर गम्हरा धानमे। आंगुर सन-सन मोट। एकदम पोछल-पाछल शाही काँट जेँका। तरे-तर लड़ूवती खुशीसँ गद-गद। चारि फेरा खेतमे लड़ूवती लगा, खेतसँ निकलि मने-मन गोड़ लागि विदा भेलि। रास्तामे सोचए लागलि जे घरमे एक्कोटा नमहर कोठी नइ अछि, एत्ते धान कतए राखब। से नहि तँ अखन महीना दिन धान हेबोमे लागत। तँ एखने एकटा नमहर ढक बनवा लेब। अंगना अबैत-अबैत लड़ूवती तँए कऽ लेलक जे काल्हिये ढक बनौनिहारकेँ कहि देबै। सूर्यास्त भेने तेतरा माल घर कऽ ओसारक खुट्टा लगि बैसल, मुस्की दैत लड़ूवती तेतराक लगमे आबि कहलक- ''चौरीक धान तँ फाटि

कऽ उपजल अछि। घरमे एक्कोटा नमहर कोठी नइ अछि तँ एकटा नमहर ढक बनवा लिअ?''

तेतराक दिनका तामस पुनः जागि गेल। खिसिया कऽ पत्नीकेँ कहलक- ''ढक बनाउ की बखारी हमरा की पूछै छी? हमहूँ कोनो मनुखे छी? बहिया-खबास जेकाँ रहै छी आ रहब।''

तेतराक कड़ुआइल बात सुनि कनडेरिये आँखिये लडूवती तेतराक आँखिमे आँखि गड़ा, दहिना हाथ माथपर दऽ पुचकारि कऽ बाजलि- ''ऐना जँ भैंसा-भैंसीक कनारि दुनू परानीमे लोक करए लगे तखन तँ भऽ गेल। खेते देखैक मन अछि तँ काल्हि जा कऽ देखि आउ। खेत कतौ पड़ा जाएत। तइ लऽ एत्ते तामस किअए केने छी।''

लडूवती अपन गल्ती अपन आँखिये सँ मानि लेलक। तेतराक आँखि गल्ती माफ करैत अपन बड़प्पनक आनन्द महसूस केलक। मुस्की दैत तेतरा कहलक- ''छोटे-छोटे दूटा ढक बना लेब। एकटा बनोलासँ गड़बर भऽ जाएत। एकछाहा ओते धान हएत तब ने। जँ से नइ हएत तँ मोटका धानमे मेहिक्का धान कोना राखब?''

मूड़ी डोलवैत लडूवती वाजलि- ''कहलौं तँ ठीके। जकरा वेसी खेत रहै छै ओकरा वेसी धानो होइ छै। तँ नमहर-नमहर ढक वा बखारी बनवैए। मुदा जे जेहेन गिरहत अछि ओ तँ ओहने कोठी आकि ढक बनौत ने। गरीब-गुरबा भुरकुरी वा घइलेमे अन्न-पानि रखैए।''

दोसर दिन भोरे तेतरा ढक बनवै दऽ कहै लऽ लेलहा एहिठाम गेल। लेलहा गछि लेलक। दोसर दिन आबि लेलहा चारिटा भौर परहक अधपक्कू बाँस कटलक। दू दिनमे लेलहा चारु बाँस कऽ चीड़ि-फाड़ि, छीलि-छालि कऽ तैयार केलक। तेसर दिन ढक बनौनाइ शुरु केलक। लडूवती लेलहाकेँ कहलक- ''भैया, एकटा मनही ढकिया सेहो बना दिहथि। छठिमे घाटो परक काज कऽ लेब आ धान-तानक लड़ती-चड़ती हएत तँ धानो राखब।''

मने-मन लडूवती छठिमाए केँ हाथी कबूला केलक।''

अगहन आएल। धनकटनी शुरु भेल। उपरका खेतमे तँ धान तेनाहेँ सन, मुदा तइयो जरलो-मरल धान काटि-काटि आनए लगल। पनरह अगहनसँ चौरी खेतमे हाथ लागल। तेतराक खेत बीचमे, तँ पहिने किनहरिक धान कटत तखने रास्ता बनतै। रखवार किनहरिबला गिरहत सभकेँ धान काटए लेल कहलक आ बीचक खेंतबलाकेँ कटैक मनाही कऽ देलक। आठ दिन कटनीक उपरान्त तेतरा खेतक रस्ता खुजल। साँझेमे आबि रखवार तेतराकेँ कहि देलक। भोरे लडूवती भानस कऽ दुनू परानी खेलक आ धान काटै लऽ विदा भेल। जाइसँ पहिने माल-जाल कऽ खुआ-पीया लेलक। शीतलहरी दुआरे पानियो ठरल। रौदक पता नहि। आड़िपर पहुँच, दुनू परानी तेतरा धानकेँ निङहारि-निङहारि देखए लगल। धानक सीस ठारहे मुदा दाना एक्कोटामे नहि। लडूवतीक मनमे एलै जे भरिसक लोक चोरा कऽ सुररि लेलक। तँ रखवारकेँ

ताकए लागलि। कनिये कालक बाद मनमे एलै जे कतका ने सुररलक मुदा बीचला तँ नइ सुररने हएत। पाइनमे पैसि कऽ धान देखए लगली। बीचोमे एक्कोटा धान नहि। झड़ल सीस देखि लड़ूवती हताश भऽ गेलि। एना भेल किअए? चारु आड़ि तेतरा घुरि-फिरि देखलक तँ एक्के रंग बुझि पड़लै। ठकुआ कऽ तेतरा आड़िपर ठाढ़ भऽ गेल। ने किछु तेतरा बजैत आ ने लड़ूवती। दुनूक देहमे जना कनियो लज्जतिये नै रहल। एक तँ खेतक ठरल पानि, दोसर धानक सोग, कठुआ कऽ लड़ूवती खेतेमे गिर पड़लि। अचेत। लड़ूवतीकेँ गिरल देखि तेतरा पँजिया कऽ कोरामे उठौलक। मूड़ी उठा-उठा लोककेँ देखैत जे सोर पाड़बै। मुदा लगमे क्यो नहि छल। कहुना-कहुना तेतरा लड़ूवतीकेँ उठा सुखलाहा खेतमे अनलक। लड़ूवती ओँघरा गेलि। जना एको-पाइ होशे नहि। मने-मन तेतरा सोचए लगल जे- "आब की करब?" किछु फुरबे ने करै। अनासुरती मनमे एलै जे पाएरक दुनू तरबा रगड़ने देहमे गरमी औतै, तखन उठि कऽ ठाढ़ हएत। लड़ूवतीक तरबा तेतरा रगड़ए लगल। थोड़े कालक बाद लड़ूवती आँखि तकलक। आँखि तकिते साड़ी सरिया लड़ूवती चुक्की माली भऽ बैसि गेली देह गरमाइते दुनू गोटे आंगन विदा भेल। अंगना अविते तेतरा घूर पजारलक। दुनू परानी भरि मन आगि तपलक।"

बेरु पहर तेतरा हमरा ऐठाम आवि कहलक- "भैया, गरदनि कटि गेल। एक्कोटा धान खेतमे नइ अछि। जना क्यो सुररि नेने हुअए तहिना बुझि पड़ल।"

हम पूछलियै- "धान सुररने छह कि झड़ल छह?"

"अगर सुररने क्यो रहैत तँ अदहो-छिदहो तँ बँचल रहैत से एक्कोटा ने बँचल अछि।"

हम कहलियै- "तोहर बीये खराब छेलह। अपने घरक बीया छेलह कि ककरोसँ नेने छेलह?"

-"रुपलालसँ नेने छलौं।"

-"वएह तोरा ठकि लेलकह। उ चोट्टा औझुका ठक छी। गाममे ककरो नीक देखए चाहैए। ओते जे चीज ढेरिऔने अछि से सभटा अपने कमेलहा छियै। मुँह दुब्बर लोक डरे किछु कहबे ने करै छै तँ छजल जाइ छै। जेहने चोट्टाक मुँह छुटल अछि तेहने लठिधरो अछि। तँ क्यो किछु कहबे ने करै छै। आब की करबह? सबुर करह।"

टूटल आशा, विचलित मन, कनैत आँखिसँ तेतरा कहलक- "भैया, एक्को कनमा धान नइ भेल। भरि साल की खाएब?"

आशा जगबैत हम कहलियै- "तोरा अपन सम्पत्तिक पते नहि छह। बहुत धन छह। एकटा बच्छा बेचि लेबह तेहिसँ छह मासक बुतात चलि जेतह। तकर बाद बुझल जेतै। तावे छह महीना कि कोनो हाथपर हाथ धऽ बैसल रहबह।"

"जाइ छी भैया?"

"तमाकुल खा लएह।"

"तमाकुल खाइक मन नै होइए।"

मन असथिर करह। कमाइबला बेटा लोकक मरि जाइ छै, सेहो सबुर लोक करिते अछि। तोरा तँ खेतक उपजा गेलह। खेत छह तँ फेरि ओइसँ नीक उपजा देखबहक।"

अंगना आबि तेतरा सभ बात लड्डूवतीकेँ कहलक- लड्डूवतीक आँखि लाल भऽ गेलि। जोर-जोरसँ बजए लगली- "रुपललवा गरदनि कट्टा छी। जेहने फौतिबा अपने अछि तेहने बौह छै। अहाँ अंगनेमे रहू, हम ओइ रुपललबाकेँ सराध-बिटारि केने अबै छी। जाबे ओकरा सिरा आगू थूक नइ फेकबै, ताबे नइ बुझत।"

विचित्र असमंजसमे तेतरा पड़ि गेल। कखनो होय जे अनेरे घरवालीकेँ कहलियै। तँ कखनो होय जे दुनू गोटे जा कऽ रुपलालक दरवज्जापर गरियाबी। फेरि होय जे रुपलाल समंगर अछि, बिना मारने छोड़त नहि। धनो गेल आ नाहकमे मारिओ खाएब। अंतमे सोचलक जे भने अंगनेसँ घरवाली गरियबैए। लड्डूबती अंगनासँ रुपलालकेँ गरियबैत रास्तापर चलि आइलि। तेतरा आगूमे ठाढ़ भऽ बाँहि पकड़ि लेलक। जते तेतरा लड्डूवतीक बाँहि पकड़ि रोकैत तइसँ बेसी लड्डूबती कुदि-कुदि आगू बढ़ैक कोशिश करैत। आ चिकैड़ि-चिकैड़ि गरियेबो करैत।"

रास्ता धेने रुपलाल कतौसँ घर दिशि अबैत छल। लड्डूवतीक गारि सुनि चैंकि गेल मुदा आँखि निच्चा केने अपना एहिठाम चलि आएल। हल्ला सुनि हमहूँ गेलौं। तेतरा घरवालीकेँ देह परक साड़ी उधिआइल, केश खुजल, आँखि लाल, गरैज-गरैज गारि पढ़ब सुनि कहलियै- "कनियाँ, चुप रहू। धैनवाद अहींकेँ दइ छी जे रुपलालकेँ मुँहपर गरियेलौं। की करबै? जाबे अपना चीज नइ अछि ताबे एहिना ठक सभ ठकत। देखबे केलियै जे रवियाक आमक गाछ छठुआ उखारि कऽ रोपि लेलकै। चुप हउ, चुप हउ।"

हमर बात सुनि बेचारी साड़ी सरिऔलक, माथ झपैत घुनघुना कऽ बाजलि- "हिनका पैघ बुझै छिअनि भैया, तँ बात मानि लेलिएनि, नइ तँ आइ ओहि डकूबाकेँ खापड़िसँ चानि तोड़ि दितिऐक।"

आँखि मूनि देवन ध्यानसँ सजनक खिस्सा सुनैत रहए। लड्डूवतीक बात सुनि आँखि खुजलै। मने-मन देवन सोचए लालग जे रुपलालकेँ जत्ते सजा हेबाक चाहिऐक से नइ भेलइ। किऐक ने भेल? शायद एकर यएह कारण रहल हएत जे समाजोमे शासक आ शासित लोक अछि। शासकक गलतीक जबाव देमएबला क्यो ने अछि। मुदा गरीब-गुरबाक गलती कऽ उचितोसँ बेसी सजा देल जाइ छै। कने काल गुम्म भऽ देवन सजनकेँ कहलक- "भैया, अहाँ गियानक बखारी रखने छी।"

हँसैत सजन कहलक- "बौआ, रातियो बेसी भऽ गेल। भरि दिनक थाकल सेहो छी। तोहूँ खा कऽ आराम करह आ हमहूँ जाइ छी।"

## (१०)

भोर होइते, एका-एकी टोलक लोक बचेलाल एहिठाम आबए लगल। लोककेँ अबैत देखि, सुमित्रा आंगन बाहरब छोड़ि, दरवज्जापर आबि सभकेँ बैइसै लऽ कहए लगलखिन। सबहक मनमे जेहने खुशी तेहने जिज्ञासा। लोकक गल-गुल सुनि बचेलालो बिछानसँ उठि, लोकक बोली अकानए लगल जे कतौ किछु भऽ ने तँ गेलै। मुदा गल-गुलक तेहने बाढ़ि आबि गेल छल जे कोनो बात साफ-साफ बुझाइये ने पड़ैत। आँखि मीड़िते बचेलाल दरवज्जापर आबि देखलक। किछु गोटे चौकियोपर बैसल, किछु ठाड़हो आ किछु गोटे रस्ते-रस्ते अबितो। सबहक मन खुशी तँ मुँहमे हँसी। बचेलालकेँ सुमित्रा कहलक- "बच्चा, समाज सभ, काल्हि जे दड़ी, लाइट, बरतन कीनि कऽ अनलह, वएह देखै लऽ एलखुनहेँ।"

सुमित्राक बात सुनि बचेलाल कलपर जा माटियेसँ चारि घूसा दाँतमे लगा कुड़ूर कऽ आएल। दरवज्जाक कोठरी खोलि सभ सामान बचेलाल निकाललक। दड़ी आ जाजीमकेँ खड़िहानमे बिछा सभकेँ बैसबैत बचेलाल कहए लगल- "हम सिर्फ कीनिलहुँ मुदा छी अहाँ सभक। जिनका जाहिया काज हुअए, लऽ जाएब। एहि दड़ी, जाजीम, लाइट आ बरतनकेँ अपन बुझि उपयोग करब।"

बचेलालक बात सुनि सभ थोपड़ी बजौलक। अछेलाल सेहो आएल। सुमित्रा चाहक ओरियानमे आंगन गेली लोकक हिसाबे हुनका गरे ने अँटैन जे कथीमे चाह बनाएव आ पीबै लए कथीमे देब। घरमे चाहो-चीनी आ दूधो कम्मे अछि, अइसँ पारो ने लागत। विचित्र असमंजसमे सुमित्रा। मुदा मनमे होइत जे दरवज्जापर आएल समाजकेँ जँ चाहो ने पिएबनि तँ घरक मोले कोन? अंगनेसँ सुमित्रा हाथक इशारासँ अछेलालकेँ बजौलनि। सहटि कऽ अछेलाल सुमित्रा लग आएल। अछेलालकेँ सुमित्रा कहलखिन- "बौआ, आइ पहिल दिन समाज दुआरपर ऐला, अगर चाहो नइ पीएबनि तँ केहेन हएत।"

हूँहकारी भरैत अछेलाल कहलकनि- "हँ, ई तँ बड़ पैघ अपमान समाजकेँ हेतनि। आ समाजोसँ पैघ अपन घरक प्रतिष्ठाक हएत। सभ चीज तँ अछिये तखन प्रतिष्ठाकेँ मंगनीमे किऐक जाए देब। हम दूध नेने अवै छी। चाह-चीनी दोकानसँ लऽ आनब। चाह बनवै लए बड़का बरतन अछिये। पीबै लए जँ कप-गिलास नइ अछि तँ दोकानेसँ सैकड़ा हिसाबसँ प्लास्टिकक गिलास कीनि आनव। कने करै पड़त ने, मुदा असंभव काज तँ नहि अछि। जुगाइयोकेँ सोर पाड़ए छियै। ओ दोकानक काज करत अहाँ चुल्हि पजारि बरतन चढ़ा दिऔ। जावे चुल्हि पजारि बरतन सरिआइब ताबे इहो दुनू काज भऽ जएत।"

सुमित्रा बाजलि- "हँ जुगायकेँ सोर पड़िऔ?"

जुगायकेँ अछेलाल सोर पारि कहलक- "जुगाय तूँ कन्ने दोकान जा। चाह-चीनी, गिलास आ तमाकुल बीड़ी ,सुपाड़ी कीनने आबह। हौ भागमन्ते ऐठाम दश गोरे अबैए।"

जुगाय दोकान गेल आ अछेलाल दूध लऽ। इम्हर बचेलालक माए सुमित्रा हाँइ-हाँइ गिलासमे पानि लऽ चुल्हिकेँ शुद्ध करै लए छीटए लगली।

ओसारपर बैसि रुमा गुम्हरैत। बजैत किछु नहि मुदा बिना आगिये मन छन-छन जरैत। जना सभ जान मारैपर लागल होय। खुशीसँ बचेलालक मन ओहिना दहलाइत जेना पोखरिमे पानिक उपरका चीज हवामे।

चाह बनल। सभ क्यो चाह पीवि क्यो तमाकुल तँ क्यो बीड़ी, तँ क्यो सुपारीक टूक मुँहमे दऽ जूट बान्हि-बान्हि विदा भेल। जहिना पुरुखक जुटान बचेलाल ऐठाम तहिना टोलक बूढ़ि-बुढ़ानुसक जुटान परती परहक जामुनक गाछक निच्चामे। ढेरवा बच्चिया सभक बैसार पोखरिक मोहारक कनैलिक फूलक गाछक तरमे। सभ अपना-अपनामे मस्त। जना ककरो घर-आंगनमे कोनो काजे ने होय, तहिना।

ठीठर, डोमन, कुजाइ आ बोतल संगे चारु गोटे ठीठरक दलानपर बैसल। सबहक मन खुशी। आइ धरि जे टोल भानस करैक बरतन, इजोत आ बिछानक लेल दुख भोगैत आएल ओ दुख पड़ा गेल। डोमन बोतलकेँ कहलक- "बोतल भाय, अपनो सबहक उपरमे किछु जिम्मा आबि गेल। ओना तँ गामक चीज भेल मुदा मुख रुपसँ अपना टोलक तँ भेवे कएल। अपना सभक जिम्मा भेल जे एक लगनमे दू या दूसँ अधिक काज नइ करब। किऐक तँ समान कम अछि। तँ एक लगनमे एक्केटा विआह करब नीक हएत।"

डोमनक बात सुनि ठीठर कहलक- "बेस कहलहक डोमन। जतबे नुआ रहए ततबे पाएर पसारी। ओहो तँ बचेलालेकेँ धैनवाद दी जे एतबो केलक। कमाइ तँ बहुत लोक गाममे अछि मुदा ककरो ऐहेन बुद्धि किअए ने भेल? बन राखे सिंह आ सिंह राखे बन। जहिना बेचारा बचेलाल समाज कल्याण लए डेग उठौलक तहिना अपनो सभ डेगमे डेग मिला कऽ चलह। ओइ वेचाराक परिवार लटपटा गेलै, मसोमाती कारोवार भऽ गेलै। मुदा तइयो ओइ मसोमातकेँ धैनवाद दी जे घर थथमारि कऽ रखलक। खेनाइ-पीनाइ, काज-उदयम जेना सभ बिसरि गेल। चारु गोटे गप्प-सप्प करिते रहल।"

नअ बाजि गेल। बचेलाल, अछेलाल आ जुगाय, तीनिये गोटे दरवज्जापर रहल। जुगायकेँ बचेलाल कहलक- "जुगाय भाय, हम इस्कूल जाएब। अहाँ दुनू परानी डॉक्टर ऐठाम पहुँच जाएब। इस्कूलसँ हमहुँ सोझे डॉक्टर ऐठाम पहुँच जाएब। जाबे आँखि तकै छी ताबे ई दुनियाँ, जखने आँखि मूनि लेब दुनियाँ बिला जाएत। तँ शरीरक रोगकेँ मजाक नइ बुझि दुश्मन बुझए पड़त। अखन अहाँक उमेरे की भेल

हेन, तखन तँ गरीबी लोककेँ अछैते औरुदे मारि दइ छै। अखन अहूँ जाउ, घर परक काज देखियौ, हमहूँ नहा-खा कऽ इस्कूल जाइ छी।''

जुगाय उठि कऽ विदा भेल। अछेलाल बचेलालकेँ कहलक- ''बौआ, जहिना भूमकम भेलापर गाम दलमलित भऽ जाइ छै तहिना आइ बुझि पड़ल।''

बचेलालक मन खुशीसँ गद्‌गद। हँसैत बचेलाल अछेलालकेँ कहलक- ''काका, जहिना अहाँ असगर छी तहिना तँ हमहूँ छी। जखन इस्कूल चलि जाइ छी तखन दुआर-दरबज्जा भकोभन रहैत अछि तेँ ऐहेन काज ठाढ़ कऽ लेलासँ काजो चलत आ दरबज्जो सुन नइ रहत। अहूँकेँ एक्केटा घर अछि आ कम्मे घरारियो। तँ एत्तै घर लऽ आनू। एकठाम घर भेलासँ दुनू गोटेक रक्छो हएत आ मालो-जालक सेवा हएत। खूँटापर जे गाए अछि ओ पुरना नस्लक अछि, जहिसँ दूधो कम होइए। तँ एकटा नीक गाए जरसी सेहो कीनि लेब। अपना चीज रहलासँ कोनो बेर-बेगरता नइ खगत। एत्ते दिन आन्हर जेकाँ छलौं जइसँ परिवार समाज नइ बुझै छलौं। आब जखन नजरि खुजल तखन ई सभ बुझए लगलियै। हमरे रुपैआसँ बड़का-बड़का उद्योगपति कमा कऽ मोट भेलि जाइए आ जे कमाइए ओ बेटे-बेटीक पढ़ौनाइ-लिखौनाइसँ लऽ कऽ विआह-दुरागमन करैत-करैत जिनगी समाप्त कऽ लैत अछि। हमरो साइकिल भइये गेल। जत्ते समए बचत ओहिमे टोलक बच्चा सभकेँ पढ़ा देबै। इस्कूलमे दरमाहा भेटिते अछि तँ ककरोसँ एक्को पाइ नइ लेबै। खेती करैक लूरि नइए मुदा पढ़ैक लूरि तँ अछि। तँ खेतीक किताब पढ़ि, रेडियो सुनि खेती करैक लूरि अपनो सीखि लेब आ अहूँ सभकेँ नव ढंगक खेतीक जानकारी देब। आब अपनो बुझए लगलौं जे शिक्षक भेनहुँ जिनगी जीवैक ज्ञान नहि अछि। जहियासँ इस्कूल छोड़लौं आ शिक्षक भेलौं तहियासँ बड़ पढ़ै छी तँ साँझू पहरकेँ दू-चारि पाँती रामायण वा महाभारत। सेहो पढ़ै नइ छी गाबि लइ छी। ओकरामे जे गूढ़ विषय छिपल छइ से बुझवे ने करै छी। जिनगी अन्हराएल कऽ अन्हराइले रहि जाइत अछि। जाबे सभ मनुक्खकेँ जिनगी जीवैक ढंग नइ हेतै ताबे जिनगी अपन कोनो माने नहि राखत। आब समयो भऽ गेल हमहूँ इस्कूल जाइ छी, गप्पेमे लागल रहब तँ देरी भऽ जाएत अहूँ जाउ।

साढ़े चारि बजे बचेलाल डॉक्टर एहिठाम पहुँचल। दुनू परानी जुगाय तइसँ पहिने पहुँच चुकल छल। साँझुका समए भेने डॉक्टर एहिठाम रोगियोक बेसी भीड़ नहि। बचेलालकेँ देखि डॉक्टर पूछलखिन- ''मास्टर सहाएव अपने देखाइब कि क्यो रोगी छथि?''

जुगायकेँ देखबैत बचेलाल उत्तर देलकनि- ''डॉक्टर साहेब, हिनके पत्नीकेँ देखाएब अछि।''

डॉक्टरक कुरसीक बगलमे एकटा स्टूल राखल छलै। ओहिपर जा जुगायक पत्नी बैसली। डॉक्टर हुनका पूछए लगलखिन। सभ बात सुनि डॉक्टर बचेलालकेँ कहलखिन- ''तीनि-चारि तरहक जाँच करबए पड़त। जाँचक रिपोट देखला बाद दवाइ

लिखि देब। अखन तावे दू खोराक दवाइ दऽ दइ छी, काल्हि बाजाप्ता लिखि देब। पनरहसँ बीस दिनमे मरीज नीक भऽ जेती।''

डॉक्टरक बात सुनि जुगायक मनमे घरवालीक नव जिनगी नाचए लगल। बेचारा जुगाय घरवालीक आशा तोड़ि चुकल छल। जहिना पानिक वेगमे भंसैत चुट्टीकेँ खढ़क सहारा भेटिलासँ जिनगीक आशा होइत अछि, तहिना जुगाइयोकेँ भेल।

रुमाक दाबल क्रोध मिझाइल नहि तरे-तर धधैकते रहल। साँझू पहर बचेलाल टहलि-बुलि कऽ आबि, हाथ-पाएर धोय दरवज्जापर बैसल। सुमित्रा सेहो आबि, जरैत लालटेनकेँ तेज कऽ देलनि। चाह नेने रुमा सेहो अइली। एक घोंट चाह पीबि पत्नीकेँ बचेलाल कहए लगल- ''देखू, अखन तीनिये गोटे छी। तीनू गोटे एक्के परिवारक सेहो छी। परिवार एकटा संस्था होइत। जेकरा अहाँ मंदिरो, देवस्थानो कहि सकै छियै। जहिना पुजेगरी मंदिरकेँ जीवित रखैक लेल दिन-राति लागल रहैत अछि तहिना परिवारोकेँ जीवित रखैक लेल, परिवारक सभकेँ ओहि रुपमे करए पड़त। परिवारमे एकगोटे मिहनत करी आ दोसर गोटे बैसि कऽ रहए चाहबै तँ ओ घर कएक दिन ठाढ़ रहत। प्रश्न इटा खढ़-बाँसक नहि अछि। प्रश्न अछि मनुक्खक। जकर पहिल मानदंड अछि जे मनुक्ख केहेन हेवाक चाही? नजरि उठा कऽ देखबै तँ बुझि पड़त जे अनेको चालि-ढ़ालिक मनुक्ख अछि। मुदा से नहि, मनुक्खक मानदंडकेँ आगूमे राखि विचार करबै तखन बुझि परत। सभ मनुष्यक दायित्व होइत जे मनुष्य बनि जिनगी जीबी। आब कोनो बच्चा नइ छी। जँ कोनो काज वा बात अपने नइ बुझैत होय तँ दोसरसँ बुझैमे कोनो मान-अपमानक बात नहि होइत।

जुगायक पत्नीक रोग रसे-रसे कमए लगलनि। जेना-जेना रोग कमैत तेना-तेना काजो करए दिशि शक्ति बढ़ैत आ अन्नो दिशि रुचि बढ़ए लगलनि। पत्नीक हालत सुधरैत देखि जुगाय दवाइक संग पथ्य आ गाएक दूध सेहो उठौना कऽ लेलक। आठ दिन बीतैत-बीतैत धनमाक जुगायक पत्नी देह चिष्टा गेलि। स्त्रीकेँ स्वस्थ होइत देखि जुगायक टूटल आशा पुनः जागए लगल।

अखन धरि रुमाक नजरि सासुक प्रति जेहेन हेबाक चाही से नहि भऽ, क्यो छी, छलनि। सासुक प्रति पुतोहूक केहेन व्यवहार हेवाक चाही? से जना रुमा बुझिते नहि आकि बुझिओ कऽ अनठबैत। जँ किछु करए लेल सुमित्रा पुतोहूकेँ अढ़बैत तँ सुनिये कऽ रुमा बड़बड़ाए लगैत। करब तँ दूरक बात। जे देखैत-देखैत सुमित्रा अढ़ौनाइओ छोड़ि देलखिन। मनमे यएह छलनि जे जँ हम ककरो गारजन नहि छी तँ हमरो गारजन क्यो ने छी। मने-मने गजैत जे सासु-ससुरक प्रति वा बेटा-बेटीक प्रति जे कर्तव्य होइत अछि ओ तँ नीक जेकाँ निमाहि चुकल छी, तँ क्यो जिनगीमे आँगुर उठा कए नहि देखा सकैए। पुतोहू अपन कर्तव्य करती आ बेटा अपन करत। जँ बेटा-पुतोहू नहिये सेवा करत तँ नहि करह। जाधरि अन्न खाइ छी, देहमे शक अछि

ताधरि आँखि निच्चाँ कोना कऽ लेब। की फेरि दोहरा कऽ जनम लेब? सभ मनुक्ख अपन कर्मसँ मनुष्यता प्राप्त करैत अछि। आ जकरा मनुष्यता प्राप्त भऽ जाइ छै। ओकरा देहक सुख-दुख थोड़े पथ भ्रष्ट बना सकत। कथमपि नहि! भऽ सकैए जे पुतोहू हमरा बैधव्य वुझि निःसहाय बुझैत होथि? ई तँ जिनगीक क्रम थिकैक। की सभ महिला पुरुषक अछैते मरै छथि? एकदम नहि। मरबाक कारण भिन्न अछि आ पारिवारिक संबंध भिन्न। भऽ सकैए जे ओ पुतोहू अपन नैहरमे कोनो वैधव्य महिलाकेँ कष्टमय जिनगी देखने होथि वा पुतोहूक व्यवहार सहन करैत देखने होथि। एत्ते बात सुमित्राकेँ मनमे अबिते जेना आँखि गरमीसँ लाल हुअए लगलनि। निर्भीक स्वरमे मुहसँ निकललनि- ''आन महिला हमरा नहि बुझथु। हम जिनगी कऽ जनै छी तँ जीवैक ढग बुझै छियै। ओ पुतोहू हमरा पैघ माए तुल्य बुझती तँ हमहूँ बेटी तुल्य वुझबनि नइ तँ अपना मनक मालिक जँ छथि तँ हमहूँ अपना मनक मालिक छी।''

मुदा किछु दिनसँ रुमाक बदलल रुप सुमित्रा देखए लगलखिन। मने-मन तारतम्य करए लगली जे देखबै लए करै छथि वा जिनगीमे सुधार एलनि। मुदा सुमित्राक मन पुतोहूक दोषकेँ ओते महत्व नहि दऽ बेटाकेँ बेसी बुझैत। किऐक तँ आन घरक मनुक्ख आन घर आबि एत्ते कोना बढ़ि सकत। बढ़ैक कारण होइ छै। ओना कारण तँ अनेको अछि मुदा सभसँ महत्वपूर्ण कारण अछि पुरुखक दुर्बलता। जे पुरुख हाथी सन अबोध जानवरकेँ बसमे कऽ लइत, की ओकरा बुते सबोध स्त्रीकेँ मनुख बनाओल नहि हेतैक?

किछु दिन पहिने तक रुमा आंगनमे सभसँ पाछू सुति कऽ उठै छेली ओ आब सभसँ पहिने उठए लगली। उठि कऽ बिना मुँह-कान घोनहि आंगन-घर बहारि, चीनमार नीपि, बरतन-वासन धोय, तखन अपन क्रिया कर्ममे लगैए लगली सासुकेँ माए तुल्य वुझए लगली माएक प्रति पुतोहूक जे कर्तव्य होइत ओ कर्तव्य पूर्ति हेतु रुमा जे अपने बुझैत से करए लगली। जे काज नहि बुझैत ओ सासुसँ सीखि-सीखि करए लगली। सुमित्रो, पुतोहूक बदलैत रुप देखि, बुझा-बुझा कहए लगलखिन- ''कनियाँ! आइ धरिक जे अनुभव हमरा अछि ओ सीखि जिनगीमे उताड़ू। अहूँ जे नैहरसँ सीखि कऽ आइल छी ओ नीक अधलाक विचारि, अधलाकेँ छोड़ि नीककेँ पकड़ि चलू। अखन धरिक जे परिवारक व्यवहार रहल आ आइ जे समयानुकूल बदलाव आबि रहल अछि ओहिपर धियान दऽ आगू बढ़ू। तखने समएक संग चलि सकब। जे क्यो एहिसँ अलग भऽ जीवए चाहत ओकरे मनमे सदिखन उत्तेजना रहतै। जहिसँ चैन मनसँ पड़ा जेतै।''

सासुक विचारकेँ रुमा अंगीकार करए लगली।

पावनिक दिन। इस्कूल बन्न। मुदा बचेलाल, पहिलुका जेकाँ नहि, भोरे चारि बजे उठि अछेलालकेँ सोर पाड़लक। जाबे अछेलाल अबैत तहिसँ पहिने सुमित्रो आबि गेली। तीनू गोटे गप्प-सप्प करए लागल बचेलाल अछेलालकेँ पुछलक- ''काका, आब तँ खेती-बाड़ीक काज असानीसँ करैत हैब?''

बचेलालक बात सुनि अछेलाल कहए लगल- "बौआ, एहिठामक गिरहस्तक जे रुपरेखा अछि ओ नीक कम आ अधला बेसी अछि। तेँ गिरहस्तक जिनगी आ खेतीक ढाँचा बदलै लए बहुत किछु करए पड़त। जाबे से नइ करब ताबे जे चाहै छी से नइ हएत। हम तँ सभ बात बुझवो ने करै छी। अखन तक हम बोनिहार रहलौं तेँ गिरहस्तक जिनगी नीक-नहाँति कोना बुझवै? मुदा भौजी तँ नैहरसँ एहिठाम धरि गिरहस्ते परिवारमे रहबो केलनि आ बहुत दिन गिरहस्तियो केलनि तेँ हुनका बेसी अनुभव छनि। वएह कहती।"

अछेलालक बात सुनि सुमित्रा मने-मन सोचए लगली जे अछेलाल तँ ठीके कहलक। मुदा हमहूँ तँ बूढ़ि भेलौं तेँ बहुत बिसरियो गेलौं किऐक तँ काजो बहुत छुटि गेल आ छोड़ियो देलौं। मुदा बिना माटिपर ठाढ़ भेने ने मनुख रास्तापर आओत आ ने परिवार। जाबे मनुक्ख जमीनपर ठाढ़ नइ हएत ताबे आगू मुँहे कोना ससरत? हँ, ई भऽ सकैए जे हवा-बिहाड़िमे उड़ि क्यो बहुत आगू चलि जाय मुदा ओ अनिश्चित जिनगी हेतै। एक पीढ़ी बहुत आगू चलि जाएत मुदा अगिला पीढ़ी ओहिसँ आगू बढ़त कि पाछू हएत, ई कहब कठिन अछि। किएक तँ जत्ते उपर जे चलि जाएत ओ ओतै लसकि जाएत। ने ओकरा जमीन पकड़ैक बोध हेतै आ ने आगू बढ़ैक रास्ता भेटितै। किएक तँ दू विचारधारा आ दू रास्ताक संघर्ष चलैत अछि आ आगू आरो मजगूत भऽ चलत। तेँ जाधरि दुनू रास्ताकेँ बिना बुझने जँ क्यो आँखि मूनि चलए चाहत तँ ओ निश्चित लटपटेबे करत।"

मुदा प्रश्न अछि जहिना मनुक्ख समएक संग चलैत आएल तहिना चलैक। जे कठिन अछि। एत्ते बात मनमे अबिते सुमित्रा पुन: बजए लगली- "बौआ, कोनो परिवार ताबे नीक जेकाँ नइ चलि सकैए जाबे परिवारक सभ आदमी रास्ता धऽ नइ चलत। अपने परिवार छह, तूँ भरि दिन अपसियाँत रहै छह मुदा पुतोहू जनिक लेल धनि सन। जहिना ओ भरि दिन काजसँ छिटकैत रहैत छथि तहिना जँ तोहूँ छोड़ि दहक तखन घरक दशा की हेतह? मुदा जहिना तूँ नोकरी कऽ कमा अनै छह तहिना जँ ओहो घरेपर काज करथि तँ घरक उन्नति हेतह की नहि। तेँ परिवारमे जे जेहेन रहए ओकरा ओहि रुपमे मेहनत करक चाही? परिवारक जे गारजन होथि हुनको, आदमी देखि, काज ठाढ़ करक चाही, जहिसँ घरक आमदनियो बढ़त आ बेकारियो भागत। अहिना देखै छी बाढ़ि-रौदीक दुआरे सभ परिवार निच्चे मुँहे जा रहल अछि। मुदा बारह मासक सालमे चारि मास बरसातक होइत यएह चारि मास साल कऽ संचालन करैत। मुदा तज्जुब लगैए जे बरसातक चारि मास छोड़ि शेष आठ मासक कोनो महत्वे ने अछि। सभसँ दुखद बात तँ ई अछि जे एहि आठ मासक लेल गिरहस्त किछु सोचबे ने करैत। खेतीक मुख्य चीज पानि छी। जकरा दिशि लोक तकबे ने करैत। अगर खेत पटबैक उपाय लोक कऽ लिअए तँ जहिना उपजामे बढ़ोतरी हएत तहिना फसलोमे। जखन क्यो पानि-खाद आ नीक बीआ नइ बुझैत छल तखनो

गिरहस्ती चलैत छल। अपन खेत एक बध्धु छह, एक ठाम नइ छह, मुदा थोड़े हटि-हटि कऽ तँ छेबे करह। अगर बोरिंग गरा पटबैक जोगार कऽ लाए तँ की बुझि पड़ै छह जे जहिना उपजा अखन खेतसँ अनै छी तहिना तबो आओत? जहिना चौबिसे घंटाक दिन रातिमे देखै छहक जे रातिमे केहेन अन्हार रहैए आ दिन होइते केहेन इजोत भऽ जाइ छै। तहिना सभ चीजक छह। अखन दू परानी तूँ छह आ दू परानी अछेलालो। चारि गोरे तँ समकस काज करैबला छह मुदा काज कत्ते होइ छह। ई हिसाब जोड़ि कऽ काज शुरु करए परतह। अनाड़ी-धुनाड़ी जेकाँ कहवह जे कोन काज ठाढ़ करब? मुदा आँखिक सोझहामे छह जे खेतमे पानिक सुविधा बनौने, खेतमे सालो भरि फसिल लहलहेतह। खाद देवहक, नीक बीआ रहतह तँ तत्ते उपजा हेतह जे घरमे रखैक जगह नइ रहतह। नारो-पात तते हेतह जे दूटा चारिटा माल हड़ाइले रहतह। माल पोसवह तँ दुघो खेबह आ बेसी हेतह तँ बेचवो करवह। जते घरक आमदनी बढ़तह तत्ते ने आगू मुँहे ससरवह।''

माएक बात सुनि बचेलालकेँ भक्क खुजल। भक्क खुजिते माएकेँ कहलक- ''माए, आइ धरि एहि दिशि नजरिये ने गेल छल। मुदा आब देखै छी काज केनिहार लोक हँसी-खुशीसँ जिनगी बिता सेकैए। काका, सभसँ पहिने एकटा बोरिंग आ दमकलक जोगार करैक अछि। आइ तँ छुट्टी नइ अछि। परसू रवि छी। दुनू गोरे बजार चलि पहिने बुझि लेब। तखन जे जना गर लागत से करब।''

अछेलाल- ''बौआ, बैंकोबला सभ बोरिंग दमकल दइ छै। ओकरा साले-साल वियाज लगा रुपैआ दैत जेबै तइयो भऽ जाएत।''

बचेलाल- ''जखन अपने एत्ते दरमाहा अछि तखन शौखक कर्जा किअए लेब। अखन जे रुपैया जमा छल से सठि गेल। मुदा अगिला सोमे कऽ तँ दस हजार रुपैआ भेटत। जेँइ एत्ते दिन बीतल तैँइ आठ दिन आरो बीतह। मुदा बिना उपारजनक साधन बनौने तँ आमदनी नहि बढ़त।''

भोरे सुमित्रा उठि दलानपर आबि बाढ़नि लऽ दरवज्जा बाहरैक ओरियान करितै रहति कि अछेलालो आएल। अछेलालक चुनौटीमे चून नहि, तँ चून लिअए आएल। आन दिन अछेलालकेँ निन्न टूटिते ओछाइन परसँ उठि, लोटामे रौतुके राखल पानि लऽ दू बेर कुड़ड़ा करैत आ जे पानि बचैत ओ पीबि तमाकुल खा पराती गाबए लगैत। मुदा आइ चूनक दुआरे पराती नहि गाबि चून लेल आएल। आंगनसँ चून आनि कऽ देलखिन। चून लऽ अछेलाल तमाकुल चुनबए लगल। तेहि बीच दुनू गोटे गप्प-सप्प सेहो करए लगल। दुनू गोटेक गप्प-सप्पकेँ अकानि बचेलाल सेहो आबि कऽ ठाढ़ भऽ गेल। सुमित्रा अछेलालकेँ कहति रहथिन- ''बौआ, जहिया अपन घर भरल-पूरल छल सासु-ससुर, पति जीवैत छलाह तखन हम जुआन छलौं। गामक चुनल गीतिहारि। गाममे जत्तए कतौ कोनो काज होय तँ हमरा हकार अबिते छल। हमहूँ राति-दिन किछु बुझबे ने करियै। अपन अंगना-घरक काज सम्हारि हकार पूरए जाइ छलौं।

हमर नैहर पचही परगनामे पड़ैए। ओहिठामक गीति-नाद, बोली-वाणी, चालि-ढालि अल्लापुर परगनासँ नीक अछि। मुदा अपना गाममे बेसी अल्लेपुरक सुआसिन बसैए। गोटि-पङरा भौरो परगनाक अछि। पचही आ भौरक तँ बहुत किछु मिलबो-जुलबो करै छै मुदा अल्लापुरक दोसरे रंगक छैक। हँ, एकटा बात जरुर छै जे अल्लापुरक सुआसिन बेसी कमासुत होइ छै। मरदे जकाँ साड़ी कऽ फाँड़ बान्हि लेत आ भरि-भरि दिन खेते-पथारमे काज करैत रहत। रौद-बसात किछु बुझवे ने करत। एक बेरक गप्प कहै छी। हमरा घरे लग पंडित काकाक घर सेहो अछि। पंडित काका इलाकाक सभ संस्कृत विद्यालयमे पढ़ौनी केने छलाह। ओ तत्ते नियम-निष्ठाबला छेलखिन जे कोनो विद्यालयमे शिक्षक सभसँ पटबे ने करनि। जाबे क्यो टोकनि नहि ताबे ओहो ककरो नहि टोकितिहीन। ने बिना काजे ककरो ऐठाम जाइ छेलखिन। ओना हुनका कखनो निचेनसँ बैसलि नहि देखिएनि। सदिखन कोनो ने कोनो काजमे लगले रहैत छलाह। एक दिन पछबरिया इलाकाक एकटा पंडित ऐलखिन। ओहो बड़ भारी पंडित। भिनसरे दुनू गोटे पूजा-पाठ कए कऽ दू-दू छिमड़ि केरा खेलनि आ शास्त्रार्थ करै लऽ वैसि गेलाह। पंडित काका की कहथिन आ ओ पंडित की कहनि से आन क्यो बुझवे ने करैत। गप्प-सप्पमे दुनू अपस्याँत। बड़ी कालक बाद पंडित काका तीनि बेरि थुक माटिपर फेकि देलखिन। ओहि पछबरिया पंडितक मुँह कनै-कनै सन भऽ गेलनि। दुपहरमे खूब नीक जकाँ खुआ-पीया, वेरु पहर धोती-कुरता, चद्दरि, पाग दऽ अरिआति कऽ विदा केलखिन।''

हँ कहै छलौं जे सौँसे गाम हकार पूरै छलौं। जखन पति अपने मरि गेला तहियासँ हकार पूरब छोड़ि देलौं। अखुनका आ पहिलुका लोककेँ मिलबै छी तँ अकास-पतालक अंतर बुझि पड़ैए। हमरे दूटा बच्चा भेलि, ने एकोटा सूइयाँ लेलौं आ ने एकोटा गोटी खेलौं, तइयो कोनो रोग कहाँ दबलक। पहिल सन्तानक बेरिमे, सासु हाट परसँ सठौरा कीनि अनलनि, सएह खेलौं। अखन देखै छी जे हाट-बजार घूमै बेरिमे, सिनेमा-सरकस देखै बेरिमे, मेला-ठेला घूमै बेरिमे निरोग छी मुदा काजक बेरिमे जत्ते दुनियाँमे रोग छै से सभटा हमरे दबने अछि। जाइ जाउ आब काजोक बेरि भऽ गेल।''

चाह पीवि, सभ दिन बचेलाल टोलक बच्चा सभकेँ पढ़बए लगल। जाबे इस्कूल जेबाक समए होय ताबे पढ़वैत। ककरोसँ एक्को पाइ नहि लैत। टोलक सभ धिया-पूता पढ़ैमे सुढ़िया गेल। बचेलालक अपनो प्रतिष्ठा बढ़ए लागल। बचेलालक काज देखि सुमित्रा मने-मन खुश होइत।

## (११)

शिवकुमार आ रामनाथ फस्ट डिवीजनसँ मैट्रिक पास केलक। बिरड़ो जेकाँ रिजल्टक प्रचार भऽ गेल मुदा ने स्कूलमे रिजल्ट आएल आ ने अपने आँखिये अखवारमे देखलक। शिवकुमार बचेलालक बेटा आ रामनाथ अछेलालक। रिजल्टक चर्चा तँ सभक कानमे पहुँच गेल मुदा बिना अपने देखने सोलहन्नी बिसवास कोना कएल जाय। शिवकुमारकेँ सोर पाड़ि बचेलाल कहलक- "बौआ! आन दिन तँ अखवारबला आठे बजे अखबार दऽ जाइ छल मुदा आइ ऐबे ने कएल। तँ झंझारपुर जा कऽ अखबार कीनने आबह।"

शिवकुमार आ रामनाथ, दुनू गोटे साइकिलसँ झंझारपुर अखवार आनए विदा भेल। बचेलाल मने-मन तारतम्य करए लगल जे बिना रिजल्ट निकलने, लोक कोना बुझलक? जे अखवारबला सभ दिन अखवार बेचए अबैत छल ओकर अखबार रस्तेमे घेरि विद्यार्थियो आ गारजनो कीनि नेने हएत। तँ भरिसक अखबार नइ बँचलै जे अपन गहिकीकेँ दइत। स्कूलमे सेहो विद्यार्थी सभ रिजल्ट देखए लऽ पहुँचए लगल। मुदा हेडमास्टर अखबारसँ अपन रजिष्टरमे लाल रंगक पेनसँ, प्रथम श्रेणी, द्वितीय श्रेणी आ तृतीय श्रेणीक चेन्ह लगा, बहरामे रिजल्टक कटिंगकेँ टाँगि देलखिन। अछेलाल मने-मन खुश होइत। खुशीक कारण रहए जे एकटा मुरुखक बेटा, जे सभ तरहेँ विपन्नताक जिनगी जीबैत, पास केलक। सुमित्राक मन एहि दुआरे खुशी जे जकरा जनमेसँ लऽ कऽ अखन धरि सेवा केलहुँ ओ एकटा सीढ़ी पार केलक। रुमा तँ खुलि कऽ नहि बजैति। मुदा मनमे अपन बेटा शिवकुमारकेँ मैट्रिक पास केने ओते खुशी नहि होइत जत्ते रामनाथक पास केने दुख।

रामनाथ आ शिवकुमार बुक स्टालपर गेल। जे अखबारक होलसेलर। ओहिठाम सभ अखवार बिका गेल छल। दुनू गोटे अचताइत-पचताइत बाजार गेल। बाजारमे एकटा दोकानमे अखवार देखलक। शिवकुमार ससरि कऽ दोकानदार लग जा कहलक- "अहाँ तँ अखवार पढ़ि लेलहुँ। हमरा एकर काज अछि। एहिमे मैट्रिकक रिजल्ट निकलल छै तँ हमरा दऽ दिअ। जे दाम अखवारक छैक ओ हम दऽ दइ छी।"

दोकानदार राजी भऽ गेल। मुदा आँखि लाल करैत बेटा ओहि दोकानदारकेँ कहलकै- "दू रुपैआमे अखबार नइ दिऔ। आइ एकर दाम पचास रुपैआ हेतै।"

बेटाक बात सुनि बाप कहलकै- "बौआ, कमाइ लऽ तँ एत्तेटा दोकान छहँ, तखन ऐहेन काज किऐक करबह?"

तरंगि कऽ बेटा कहलकै- "बाबू जँ अहाँ ऐहेन दयालु छी तँ लौका-तुम्मा लऽ कऽ वृन्दावन चलि जाउ।"

लौका-तुम्मा सुनि पिताकेँ नरसिंह तेज भऽ गेल। बाघ जेकाँ झपटैत बेटाकेँ कहलक- ''जिनगी भरिक कमाइक ई दोकान छी। एहि चारि कोसीमे हमरा सभ इमानदार बनियाँ बुझैए, तकरा हम माटिमे मिला देव।'' गद्दी परसँ अखबार उठा, शिवकुमारक हाथमे दैत पुनः बाजल- ''बच्चा लऽ जाउ। एक्को पाइ दाम नइ लेब।''

अखबार लऽ दुनू गोटे शिवकुमारो आ रामनाथो अपन रिजल्ट देखलक। रिजल्ट देखि दुनूक हृदयमे खुशीक हिलकोर उठए लगलै। साइकिल पकड़ि विदा भेल। रास्तामे होय जे हवाइ जहाज जेकाँ उड़ि कऽ घर पहुँची। दुइयेटा विद्यार्थीकेँ प्रथम श्रेणी भेल छलै। एकटा शिक्षक अखबार नेने बचेलाल ऐठाम आबि दुनू गोटेकेँ कहै लऽ एलखिन। ओहि शिक्षकक अपनत्व देखि बचेलालकेँ मनमे भेल जे अखनो नीक लोकक कमी नहि अछि। मास्टर सहाएब जलखै कऽ चाह पीविते रहति कि दुनू विद्यार्थी आएल। दुनू गोटे गुरुदेवकेँ प्रणाम कऽ असिरवाद मंगलकनि।''

सुमित्राक मन गद-गद। बचेलाल लग आबि कहलखिन- ''बौआ मास्टरो साहैब छथिये। जते बच्चाकेँ घरपर पढ़बै छह सभकेँ नोत दऽ दहक। तोहर बेटा, मुदा हमरो तँ पोते छी, एहि खुशनामामे भोज कए कऽ सभकेँ खुआवह।''

बीस वर्ख पहिने, ग्रामीणक सहयोगसँ एकटा हाई स्कूल खुजल अछि। तीनि-चारि साल धरि मात्र दुइये साए विद्यार्थी इस्कूलमे। शिक्षको सभ पचासे रुपैआ दरमाहापर शिक्षण करैत। देहातमे पढ़लो-लिखलक संख्या कम्मे। मुदा सभ शिक्षकक मनमे ई धारणा बनल जे इलाकामे शिक्षाक प्रसार हुअए। तँ किछु कष्ट उठेनहुँ जँ स्कूल चलै तँ किऐक ने चलत। सभ शिक्षक अपन-अपन घरेसँ अबैत-जाइत। लगमे स्कूल भेने शिवकुमारो आ रामनाथो नाओ लिखेलक। स्कूलक पढ़ाइयो नीक होइत। अठमेसँ शिवकुमार फस्ट करैत आ रामनाथ सेकेण्ड। जे मैट्रिकक टेस्ट परीछा धरि करैत रहल। शिवकुमार साइंस रखने आ रामनाथ आर्ट। नवमा धरि बचेलाल दुनू गोटेकेँ, घरोपर खुब मेहनत कराबथि। पढ़ैक रास्ता दुनू सीखि लेलक। हिसावमे जेहने तेज शिबकुमार तेहने तेज भूगोलमे रामनाथ। वार्षिक परीक्षामे सौ कऽ सौ अंक शिबकुमार हिसावमे अनैत तहिना दू-चारि नम्वर कम रामनाथ भूगोलमे। सालमे एक्को दिन इस्कूल दुनू गोटे नागा नइ करैत। दुनू गोटे स्कूल जाइ काल पँच-पँचटा अंग्रेजी शब्द, अपन तरहत्थीमे लिखि घोकैत जाइत। इस्कूल पहुँचैत-पहुँचैत दुनू, दुनूकेँ सुना दैत। इस्कूल लग पहुँच दुनू गोटे अपन तरहत्थी कलपर घो लैत। फेरि छुट्टी भेलापर पँच-पँचटा शब्द लिखि, घरपर अबैत-अबैत याद कऽ लैत। जाड़क मासमे छोट दिन आ जाड़ भेने जँ विद्यार्थीकेँ किछु बिलंबो भऽ जाइ तँ हेडमास्टर, समए बुझि, हाजरी बनबा देथिन। हुनका मनमे यएह रहनि जे कने बिलंबोसँ तँ विद्यार्थी इस्कूल अबैए। तँ विद्यार्थीक बीच काफी प्रतिष्ठा रहनि। शिक्षक सभकेँ ओ कहथिन- जे पढ़वेसँ बेसी छात्रमे पढ़ैक जिज्ञासा पैदा करु। जहि छात्रमे पढ़ैक जिज्ञासा जगि जाइत ओ निश्चित पढ़वे करत। जहिसँ हमरो-अहाँकेँ पढ़बैमे सहूलियत हएत। जहि

विद्यार्थीकेँ किताब नइ रहै वा देहपर मैल-कुचैल कपड़ा देखथिन, ओकरा ऑफिसमे बजा परिवारक दशा पूछि। मदति सेहो करथिन। ओना हेडमास्टर सुखी सम्पन्न परिवारक रहथि। मुदा जहिना गरीबो मनुक्खक देहमे धनिकक बुद्धि धोंसिया जाइत तहिना हुनका सुभ्यस्त रहनौ गरीबक बुद्धि देहमे घोसिआइल।

स्कूलमे रिजल्टक कापी आ मार्कसीट आबि गेल। सभ विद्यार्थी अपन-अपन मार्क-सीट आनए इस्कूल जाए लगल। शिवकुमारो आ रामनाथो गेल। दुनू गोटेक नम्बर, एक टकसँ हेडमास्टर देखि, दुनू गोटेकेँ पूछलखिन- "बौआ, आगू नाओ लिखेबह की ने? अगर जँ कोनो दिक्कत हुअ तँ कहिहह। अखन मार्कसीट नेने जा काल्हि दुनू-गोटे अपन-अपन पिताकेँ बजेने अबिहनु।"

दुनू गोटे अपन-अपन नम्बर लऽ चलि गेल।

हेडमास्टर दिनेश बावूक योगदान, स्कूल बनबैमे, अग्रगण्य छलनि। ओ अपनाकेँ सिर्फ शिक्षकेँ नहि बुझथि। आजुक शिक्षक जेकाँ सिर्फ दरमहेपर गिद्ध-दृष्टि नहि राखथि। ओ सोचथि जे जहिना अपन बेटा-बेटी तहिना छात्र-छात्रा। माए-बाप बेटा-बेटीकेँ जन्म दैत, पालति-पोसैत मुदा शिक्षक -गुरु- ओ ब्रह्मस्वरुप कुम्हार छथि जे मनुष्यकेँ चाकपर गढ़ैत। अपन परिवारोसँ दिनेश बावू बेहद खुशी रहैत छथि। दिनेशबावूक पिता लोअर प्राइमरी इस्कूलक शिक्षक छलथिन। हुनकेँ पढ़ाओल आ रास्ता देखओल दिनेशबावू। जहिसँ बी.ए. पास कऽ हाइ स्कलमे शिक्षक बनलाह। जखन बेटा दिनेशबाबूक एम.ए. पास कऽ कओलेजमे प्राध्यापक भेलखिन, तखन दुनू परानीक हृदय ओहन सरोवर जेकाँ बनि गेलनि, जहिमे हजरो कमल फुलाइत। रंग-विरंगक चिड़ै-चुनमुनी विहार करैत। जबसँ दिनेशबावूक बेटा सुनील नोकरी शुरु केलनि तबसँ ओ दिनेशबावू अपन दरमाहा गरीब-गुरबा विद्यार्थीकेँ देमए लगलखिन।

बचेलाल आ अछेलाल, दुनू गोटे दिनेशबावूसँ भेटि करए विदा भेला। दुनू गोटे शिवकुमारो आ रामनाथोकेँ संग कऽ लेलक। दिनेशबावू सेहो दुनू गोटेक प्रतीक्षेमे रहथि। दुनू गोटे दिनेशबावूकेँ प्रणाम कऽ आफिसमे बैसल। बचेलाल दिनेशबावूकेँ पूछलखिन- "शिवकुमार आ रामनाथक माध्यमसँ अपने बजाओल।"

दिनेशबावू- "हँ। बजबैक कारण अछि जे दुनू विद्यार्थी पढ़ैबला अछि तेँ दुनू गोटेक नाम बढ़ियाँ कओलेजमे लिखा दियौ।"

बचेलाल- "विचार अपनो अछि। इस्कूलक सभ कागजात भेटलापर जत्ते जल्दी भऽ सकत ओते जल्दी नाओ लिखा देबै।"

दिनेश- "इस्कूलक सभ कागजात आइये दऽ दइ छी। जँ सम्हरि जाए तँ काल्हिये नाम लिखा दिऔ। नइ तँ परसु।"

बचेलाल- "हमहूँ तँ प्राइमरी इस्कूलमे काज करै छी। काल्हि जा कऽ परसुका छुट्टी लऽ लेब आ परसु जा कऽ नाम लिखा आएब।"

दिनेशबावू किरानीकेँ बजा सभ काज कऽ देलखिन। दुनू गोटे बचेलालो आ अछेलालो विदा भऽ गेल।

दोसर दिन बचेलाल इस्कूल जा छुट्टीक आवेदन दऽ देल। साँझू पहर सुमित्राकेँ कहलक- ''माए, काल्हि शिवकुमारो आ रामनाथोक नाओ लिखवै लऽ मधुवनी जाएव।''

काओलेजमे पोताक नाओ लिखाएब सुनि सुमित्रा कहए लगलखिन- ''बच्चा, शिवकुमार तोहर बेटा छिअह मुदा पोता तँ हमरो छी। रामनाथोकेँ जनमेसँ सेवा करैत एलौं तँ ओकरो मदति करब उचित भऽ जाइ छह। बेचारा अछेलाल मुरुख अछि मुदा समांग जेकाँ तँ ओहो अछि। जब तूँ मैट्रिक पास केलह तब हमरो मनमे छल जे तोरा कओलेजमे नाम लिखा दिअ। मुदा घरक जरजर हालत देखि मनक बात मनेमे रहि गेल। मुदा तइले बहुत दुखो ने भेल। किऐक तँ दुख तखन होइत जखन पिता हाइ स्कूल धरि पढ़ने रहितथुन्ह। हम अबला रहितौ बहुत केलियह। मुदा आइ तोरा लऽ अनिवार्य भऽ जाइ छह जे कमसँ कम बी.ए. तक बेटाकेँ पढ़ा दहक। ओना रामनाथ लऽ ओ भार नहि छह मुदा ओकरो तँ बेटे बनौने छी। काल्हि जखन मधुवनी जेवह तँ अछेलालोकेँ संग कऽ लिहह। किऐक तँ ऐहन-ऐहन काज लोककेँ जिनगी भरि मन रहै छै। सिर्फ अछेलालेटा केँ नहि रामनाथोकेँ मन रहतै।''

निरमलीसँ जयनगर जाइवाली गाड़ी पाँचे बजे निरमलीसँ खुजैत अछि। तँ अपना स्टेशन तमुरिया साढ़े पाँच तक पहुँच जेवाक अछि। ई बात बचेलाल मने-मन सोचैत। साढ़े नअ बजे मधुवनी गाड़ी पहुँच जाइत अछि। दस बजे कौलेजक ऑफिसो खुजैत हएत। तँ दस बजे ऑफिस पहुँच शुरुहेमे अपन काज केलासँ साढ़े तीन बजे धरि स्टेशन चलि आएब। जहिसँ वएह गाड़ी जयनगर-निरमली पकड़ि सबेर-सकाल घरपर चलि आएब। जेवा कालमे गाड़ीसँ उतड़ि टीशने कातक होटलमे सभ खा लेब आ रिक्शा पकड़ि चलि जाएब। ई बात बचेलाल अछेलालो आ दुनू बच्चोकेँ कहि देलक।

साढ़े चारिये बजे बचेलाल उठि तीनू गोटेकेँ उठा देलक। पर-पखानासँ आबि बचेलाल स्नान कऽ लेलक। अछेलालो, शिवकुमारो आ रामनाथो नहा लेलक। पौने पाँच बजे गाड़ी पकड़ै लऽ चारु गोटे विदा भेल। छअ बजे गाड़ी तमुरिया पहुँच गेल।

चारु गोटेक टिकट शिवकुमार कटा नेने छल। चारु गोटे गाड़ीमे बैसि गेल। बचेलाल छोड़ि क्यो ने मधुबनी देखने। तँ तीनूक मनमे रंग-विरंगक बात अबैत। बचेलाल अपन काजक हिसाव जोड़ैत जे ई काज पहिने आ ई काज पाछू करब। अछेलाल मने-मन सोचैत जे गाममे झगड़ा-झंझट कऽ मधुबनियेमे लोक केश-फौदारी लड़ैत अछि। सेहो कोट-कचहरी देखवै, जहलो देखबै जे केहेन होइ छै। फेरि कहिया जाएब कहिया नै, तँ जब जाइये रहल छी तँ सभ देखने आएब।

साढ़े नअ बजे गाड़ी मधुबनी पहुँच गेल। गाड़ीसँ उतड़ि चारु गोटे विदा भेल। टीशने कातक होटलमे चारु गोटे खेलक। खेलाक बाद रिक्शा पकड़ि आर.के. कौलेज विदा भेल।

ऑफिस जा अपन सभ कागजात किरानीकेँ देलक। सभ कागजात देखि किरानी लगले नाम लिखि रसीद दऽ देलकनि। बचेलाल रुपैआ निकालि दऽ देलखिन। कितावक सूची दैत कहलकनि जे पनरह तारीखसँ पढ़ौनी चलत। एगारहे बजे सभ कालेजसँ विदा भेल। बाजार आवि किताबक दोकान गेल। दोकान जा कितावक सूची दोकानदारकेँ दऽ सभ किताव दै लऽ कहलखिन। दोकानदार बचेलालकेँ दोकानक भीतरे बैसाए एक-एक विषयक तीनि-तीनि, चारि-चारि लेखकक किताब निकालि आगूमे देमए लगलनि। मने-मन बचेलाल सोचैत जे ओते तँ समए नहि अछि जे पढ़ि-पढ़ि कऽ किताब चुनव। मुदा किताबक संस्करण देखि-देखि किताव छँटियबए लगल। जइ विषयक दूटा किताव पसिन होइन ओ दुनू लऽ लथि। कोर्सक किताव कीनि एकटा हिन्दी शव्दकोष आ एकटा अंग्रजी शब्दकोष सेहो कीनि लेलनि। सभ विषयक लेल कॉपि सेहो कीनलनि। बचेलालक विचार देखि दोकानदार मने-मन खुशी होइत। ओ नोकरकेँ चाह-पान अनै लऽ पठौलक। चाह पीवैत दोकानदार बचेलालकेँ पूछलकनि- "अपनेक की जीविका अछि?"

मने-मन बचेलाल सोचए लगल जे हमरा जीविकासँ दोकानदारकेँ की मतलब छैक। मुदा जब पूछलक तँ नहियो कहब नीक नहि। मुस्कुराइत बचेलाल कहलक- "लोअर प्राइमरी स्कूलमे शिक्षक छी।"

शिक्षकक नाम सुनि दोकानदार एकटा "अष्टावक्र गीता" वहिना दैत कहलकनि- "जहिया मधुबनी आबी तहिया हमरो भेटि जरुर दी।" "वड़बढ़ियाँ" कहि बचेलाल कितावक दाम दऽ विदा भेल। कितावक एकटा थाक शिवकुमार आ एकटा रामनाथ लेलक। अखबारमे चौपेत कऽ बान्हल गीता अपने बचेलाल लेलक। रास्तामे बचेलाल सोचलक जे जखन आएले छी आ अढ़ाइ-तीनि घंटा समयो अछि, तखन डेरो किऐक ने ठीक कइये ली। अखन हमहूँ छी। जँ डेरा ठीक भेल रहत तँ फेरि नहि आबए पड़त।

नबका-नबका, मोट-मोट किताब देखि शिवकुमार सोचैत जे सभ विषयक कॉपियो भइये गेल, खूब मेहनतसँ पढ़ब। दश-दशटा अंग्रेजी आ हिन्दी शब्द सभ दिन रटब। ओना सभ विषयक अपन-अपन शब्द होइत छैक ओहो याद करए पड़त। जाबे कॉलेज खुजत ताबे सएह सभ शब्द सीखि लेब जहिसँ क्लासमे बुझैमे परेशानी नइ हएत। सभ विषय पढ़ै लऽ समए बाँटि लेब नइ तँ एकभग्गू पढ़व भऽ जाएत। महत्त्व तँ सभ विषयक छैक आ पासो तँ सभमे करए पड़त, तखने ने पासो हएब। नइ तँ कोनो विषयमे खूब नम्बर आओत आ कोनोमे फेल भऽ जाएब। तँ पहिने सभ विषयक तैयारी ओहि रुपे करए पड़त जे पास नम्बर सभ विषयमे आबए। तखन ने अधिक

